ककरा परबोधू (नीक जकाँ बुझाउ), ककरा मनाउ, कोना नीरस (रसहीन) मनवलाकें रसक आस्वादन लेल आनू ? यदि हमर भाषा रसयुक्त होएत तँ जे बुझताह से प्रशंसा करताह ।।

काव्यक गुण कें केवल सहृदये (रसिके) व्यक्ति बुझि सकैत छथि । परन्तु सहृदय कें कोना चिन्हल जाए ? एहि समस्याक निदान हेतु हम पहिने काव्य कें पूरा कए लैत छी, सहृदय स्वयं एहि पर आकृष्ट होएताह ।

कमन-कतम (सं०)-कओन-कओन; 'कमन तों एत रे हरि हरि'-गोरक्षविजय मे विद्यापति ।। ११ ।।

मधुकर (भौंरा) फूलक रस कें बुझैत अछि, चतुर रसिक काव्य सभकें बुझैत छथि, सज्जन दोसराक उपकार मे मन कें लगबैत छथि आ दुर्जन तँ मलिन होइत छथि ।

हमर काव्यक आस्वादन भ्रमर सदृश रसिके कए सकैत छथि । सज्जन सहानुभूति पूर्वक पढ़ताह आ दुर्जन अपन मनक मलिनता सँ दोषे टा पओताह, निर्दोषो काव्य मे हुनका दोष भेटतन्हि ।।

महुअर (प्रा०)– मधुकर । कव्वकलाउ (अव०)– काव्यकलापकें (काव्य समुदाय कें) । छइल्ल (प्रा०)- छविमान्=विदग्ध (सं०)=चतुर रसिक । नाम (सं०)=प्रसिद्धिसूचक शब्द, 'विद्या नाम नरस्य रूपमधिकम्' । मइल्ल (अव०)- मलिन, मइल (मै०) ।। १२ ।।

संस्कृत भाषा बुधजन (विद्वान्) कें नीक लगै छनि, प्राकृत भाषाक रसक मर्मकें क्यो नहि पबैत छथि । अपन देशक भाषा सब लोककें मीठ लगैत छनि । तें तकर समान अवहट्ठ मे अपन काव्य कहि रहल छी ।

देसिल (मै०)-देशीय । वअना (अव०)-वचन, वाणी । सन (मै०)=समान ।। १३ ।।

भम्हरी भम्हरा सँ पुछैत छैक जे हे भृंग ! सुनू, संसार मे सबसँ उत्कृष्ट वस्तु की अछि ? भम्हरा उत्तर दैत अछि– हे मानिनि ! मान सँ जीबाक लेल वीर पुरुषक अवतार (जन्म) लेबे श्रेष्ठ वस्तु थिक ।

एतएसँ कथावस्तुक भूमिका बन्हैत छथि जे भृंगी ओ भृंगक संवाद रूपमे अछि । एतए एक एहन वीर पुरुषक कथा अछि जे मानपूर्वक जीबैत छथि ।

अवतार (सं०)=नीचाँ उतरब, स्वर्ग आदि उपरका लोक सँ देवता, सिद्ध आदिक पृथ्वी पर जन्म लेब ।। १४ ।।

हे नाथ ! वीर पुरुष ककरा कहल जाय, से नहि जनैत छी । यदि अहाँ उत्साह सँ फड़िछाए कही त हम सुनबाक कामना करैत छी ।।

कइ (अव०)=कम् (सं०)=कनिका । जम्पिअइ=कहल जाइछ । उच्छाह=उत्साह । फुड=स्फुट=स्पष्ट । हओ (अव०)=अहम् (सं०)=हम । आकण्णन (अव०)=आकर्णन (सं०)= अकानब (मै०)=ध्यानपूर्वक ।। १५ ।।

भम्हरा उत्तर दैत छैक- वीर पुरुष कीर्त्तिमे लोभाएल एवं युद्ध मे शूर होइत छथि । हुनक हृदय धर्महिमे लागल रहैछ, ओ विपत्तिकालमे दीनवचन नहि बजैत छथि, सरल स्वभावक कारण आनन्दित रहैत छथि, जनिक सम्पत्तिक उपभोग सुजन व्यक्ति करैत छथि । ओ एकान्तमे ककरो द्रव्य (धन) दए बिसरि जाइ छथि (तगेदा नहि करैत छथि), हुनक शरीर सत्त्वगुण सँ पूर्ण होइछ । एतेक लक्षण सँ वीर पुरुष लक्षित (चिन्हल) होइत छथि, तनिक प्रशंसा करैत छी ।।

णहु (प्रा०)=न खलु (सं०)=नहियें । सुअन (अव०)=सुजन । लक्खिअइ (अव०)=लक्ष्यते (सं०)=लक्षित होइत छथि ।। १६ ।।

किएक तँ–

पुरुषत्व=पुरुषक सहज गुणक रहले पर पुरुष होइत छथि, केवल जन्म लए लेले सँ पुरुष नहि कहबैत छथि । जल देले सँ मेघ जलद कहबैत अछि, केवल धूआँक संचित रूप जलद नहि कहबैछ । दृष्टान्त अलंकार ।। १७ ।।

से पुरुष थिकाह जनिका मान रहनि, से पुरुष थिकाह जनिका धनक उपार्जनक शक्ति होन्हि । एहि सँ भिन्न व्यक्ति पुरुषरूपमे देखाइतो

पुरुष नहि, अपितु पुच्छ (नाङरि) सँ हीन पशु थिकाह ।

पुरिसो (अव०)- पुरुषः (सं०) । इअरो (अव०)- इतरः (सं०)=अन्य । विहूणा (प्रा०)=विहीनः (सं०) । पसू (अव०)=पशुः (सं०) ।। १८ ।।

पुरुषक कथा हम कहैत छी जनिक प्रस्ताव (चर्चा) सँ पुण्य होइत छैक आ सुख, सुभोजन तथा शुभ वचन सँ दिन बितैत अछि ।

हञो (अव०)-हम (एकवचन) । कहञो-कथयामि (सं० । देवहा (अव०)- दिवस । 'भुञ्जए देवहा तीस'- डाक । सँपुन्न-सम्पूर्ण ।। १९ ।।

पुरुष भेला राजा वलि जनिका लग विष्णु भगवान् हाथ पसारलनि (हुनका सँ भूमि मङलनि) । पुरुष भेलाह रघुवर राम जे रणमे रावण कें मारलनि । पुरुष भेलाह भगीरथ जे अपन कुलक उद्धार कएलनि । पुरुष भेलाह परशुराम जे क्षत्रियक नाश कएलनि । अओर पुरुष भेलाह गणेश राएक पुत्र राजश्रेष्ठ कीर्त्तिसिंह जनिक हम प्रशंसा करैत छी जे समर मे शत्रुक सम्मर्दन कए वप्पावैरक (पिताक शत्रुक दर्पक) उद्धार (संशोधन) कएलनि (शत्रु कें हराए बदला लेलनि) ।

कन्न (अव०)-कण्ह (प्रा०)-कृष्ण (सं०)=विष्णुभगवान् । पसारिअ (मै०)=पसारल । रघुतनय=रघुनन्दन राम, 'सीताविश्लेषदुःखादिव रघुतनयः'- कीर्तिगाथा मे रामक लेल रघुतनय शब्दक प्रयोग । राअगुरु=राजामे गौरवशाली । गएणेस (अव०)-गणेश ।। 20 ।।

भम्हरीक उक्ति- हेनाथ ! एहि राजाक रसमय चरित्र कें गुप्त कए नहि राखू । ओ राजा कीर्तिसिंह कोन वंशक के छलाह ? से सब बुझाकए कहू ।

रसाल=रस लाबएवाला । गोए=गोपन कए=विनु कहनहिं, नुकाकए । कवन-कतम (सं०)-कोन ।। २१ ।।

भम्हराक उत्तर- (कीर्तिसिंहक वंशक वर्णन-) ओ सब कठोर (नीरस) तर्क (न्यायशास्त्र) आ वेद पढ़ने छलाह । दान कएला सँ

दरिद्रताकें खण्डित कएलनि, परम ब्रह्मकें परमार्थ (सबसँ ऊपर) बुझैत छलाह, धन सँ यशकें बटोरैत (संगृहीत करैत) छलाह, सत्त्व (बल) सँ संग्राममे शत्रुसँ युद्ध करैत छलाह । 'ओइनी' वंश संसारमे प्रसिद्ध अछि, तकर सेवा के नहि करैछ ? जाहिमे दुनू वस्तु एकेठाम प्राप्त होइत अछि भूपति आ भूदेव । अर्थात् राजा त क्षत्रिय होइत छथि, मुदा कीर्तिसिंहक कुलक लोक ब्राह्मण होइतो राजा छथि ।

सत्तें (अव०)=सत्त्वेन (सं०)=बलसँ । ओइनी गाँव समस्तीपुर जिलामे अछि । ओतए बसबाक कारण एहि कुलक नाम ओइनिवार भए गेल ।। २२ ।।

जे बलि ओ कर्णद्वारा पूर्वमे स्थापित दानक कीर्तिमान कें खण्डित कएलनि (हुनका सबहु सँ बढ़ि कए दान कएलनि), जे ककरो शरण मे जएबाक परित्याग कएलनि (शरणमे नहि गेलाह), जे याचक कें निराश नहि कएलनि, जे तथ्यहीन (असार) बात नहि बजलाह, जे अनुचित मार्ग पर पएर नहि रखलनि, तनिक कुलक बड़ाइ कहबाक कोन उपाय अछि, जाहि कुलमे युक्तियुक्त बुद्धिवाला अथवा प्रत्युत्पन्नमति (क्षण भरिमे विलक्षण उत्तर देनिहार) कामेश्वर सनक राजा भेलाह ।

अत्थिजन (अव०)-अर्थिजन (सं०)-याचक सब । पाओ=पएर । उम्मग्ग=उन्मार्ग=अनुचित रास्ता पर ।। २३ ।।

तनिक (कामेश्वरक) पुत्र भोगीश राए भेलाह जे भोग करबामे इन्द्र, तेज सँ अग्निक समान, कान्ति सँ सुन्दर कामदेव, याचक सभक लेल सिद्धिक्षेत्र, दान सँ पाँचम वलि जानल जाइत छलाह, जनिका फीरोज साह तुगलक प्रियमित्र कहि कए सम्मानित कएने छलथिन, जे प्रताप दान सम्मान गुण सँ सबकें अपना वशमे कएने छलाह, जनिक कुन्दफूलक समान उज्ज्वल यश सम्पूर्ण पृथ्वीपर विथरि (पसरि) गेल (एहन छलाह भोगीश राए) ।

मालारूपक अलंकार, उपमा अलंकार । तसु (अव०)=तस्य (सं०)=तनिक । हुआसन (प्रा०)- हुताशन (सं०)=अग्नि । कुसुमाउह (प्रा०)-कुसुमायुध (सं०)=कामदेव । केदार (सं०)=क्षेत्र, कियारी । पञ्चम वलि-दैत्यराज बलि उत्कृष्ट दाताक प्रतीक थिकाह । विद्यापति एहन पाँच

दाताकें बलि कहैत छथि- बलि, दधीचि, हरिश्चन्द्र, कर्ण आ भोगीश राए -'वलि-कर्ण-दधीचिकरो स्पर्धा साध'-कीर्तिलता-३, ३१. संकास=संकाश=समान । जस = जनिक(यस्य-सं०) ।। २४ ।।

तनिक (भोगीशक) पुत्र नीति, विनय ओ गुण सँ श्रेष्ठ राए गणेश भेलाह जे अपन यशरूपी फूलक सनेस दसो दिशामे पठाए देलनि ।। २५ ।।

दान देबाक कारण गणेश श्रेष्ठ छलाह जे याचक गणकें प्रसन्न कएलनि, मान सँ गणेश श्रेष्ठ छलाह जे शत्रुक उन्नतिक भङ्ग कएलनि, बल सँ गणेश श्रेष्ठ छलाह जे इन्द्र सँ तुलना पओलनि, कीर्त्ति सँ गणेश श्रेष्ठ छलाह जे पृथ्वीमण्डल कें यश सँ उज्जर कए देलनि आ सुन्दरतासँ गणेश श्रेष्ठ छलाह जे देखबामे कामदेव सन लगैत छलाह । एहि तरहें भोगीशराएक पुत्र गणेश राए संसार मे अत्यन्त प्रसिद्ध ओ श्रेष्ठ छलाह ।

बड्ढिम-वृद्धि । सत्तें (अव०)-सत्त्वेन (सं०)-सत्त्व (बल) सँ । आखण्डल (सं०)=इन्द्र । पञ्चशर=पञ्चबाण कामदेव ।। २६ ।।

तनिकर पुत्र युवराजसबहिक मध्य पवित्र, असंख्य गुणसँ भरल, प्रतिज्ञा पद कें पूर्ण करबामे परशुराम स्वरूप, मर्यादाक मङ्गलमय आवास, कविता करबामे कालिदास स्वरूप, प्रबल शत्रुक सेनाक महान् वीर सँ भरल रणभूमि मे अदम्य (दमन योग्य नहि) साहस कएनिहार, धनुष चलएबाक विद्यामे अर्जुनक अवतार स्वरूप, चन्द्रचूड़ामणि शंकरक सेवा कएनिहार, सकल राजोचित साधन सँ युक्त महाराजाधिराज श्रीमान् वीरसिंह देव छथि ।। २७ ।।

तनिक (वीर सिंहक) सबसँ छोट किन्तु गुण सँ श्रेष्ठ भाए राजा कीर्तिसिंह पृथ्वीकें अधिकृत करथु, चिरकाल तक जीबथु ओ धर्मक प्रतिपालन करथु ।। २८ ।।

जे राजा (कीर्तिसिंह) अत्यन्त अतुलनीय पराक्रम सँ विक्रमादित्यक समान साहस साधि, बादशाहकें आराधि (पूजित कए), दुष्ट सभक घमंडकें चूर्ण कएलनि, पिताक वैर सधाए (हुनक वैरी कें मारि) माताक मनोरथ कें पुराए देलनि, प्रबल शत्रुक सेनाक जमघट्ट सँ टकरएबाक कारण उत्पन्न धक्काधुक्की सँ भेल सैनिकक पएरक आघात सँ तथा अत्यन्त चञ्चल

घोड़ाक खुरसँ खुनल जएबाक कारण पृथ्वीक धूरा भरि गेला सँ गहन अन्धकारक कारण रातुक समान कारी समर भूमिमे निशभिसारिकाक रूपमे (अन्हार रातिमे नुका कए प्रिय सँ मिलनक हेतु जाएवाली नायिकाक रूपमे) आएल विजयलक्ष्मीक पाणिग्रहण (विवाह) कएलनि, बुड़ैत राज्यक उद्धार कए (पुनः प्राप्त कए) रखलनि, प्रभुशक्ति (ऐश्वर्य), ज्ञानशक्ति एवं दानशक्तिक परीक्षाकें जनलनि, रूसल ऐश्वर्यकें बौंसि कए अनलनि, शत्रुक अहंकार कें दूर कएलनि आ अतिचञ्चल तरुआरिक धारक तरंग सँ संग्राममे मानू समुद्रक फेनक समान उज्ज्वल यश कें उठाए दिग्दिगन्त मे पसारि देलनि ।

माहि (अव०)=माए । परीक्षा जानलि=परीक्षा ज्ञाता (सं०) कर्मवाच्य । सारेओ–निःस्सारित भेल । प्रबल=प्रचुरबलवाला, शत्रुबल=शत्रुक सेना, बलशब्दक आवृत्तिमे यमक अलंकार ।। २९ ।।

राजा कीर्तिसिंहक कीर्तिरूपी कामिनी (नायिका) चन्द्रमाक कला (प्रकाश) कें जितबाक इच्छा करओ जे कीर्ति ईशक (अधीनस्थ राजा सभक मस्तक पर निवास करबामे अतिनिपुण अछि आ ऐश्वर्यक भार (अधिकता) स्वरूप रमणीय (सुन्दर) भूषणसँ युक्त अछि । चन्द्रकला पक्षमे–चन्द्रमाक कला ईशक (शिवक) मस्तक पर रहैत अछि आ शिवेक विभूति (भस्म) सँ भूषित सुन्दर अछि । एहि दुनू गुणक कारण कीर्ति एवं कला एखन तुल्य अछि, मुदा कविक आशंसा अछि जे कीर्ति जीति जाओ ।

पेसला (अव०)– पेशला (सं०)=निपुण, यथा–रसपेशल । यामिनी= राति, तकर ईश्वर चन्द्र, तनिक कला कौमुदी=चन्द्रप्रकाश । यामिनीश्वरकलाः द्वितीयाबहुवचन=चन्द्रकलासबकें, एतए विसर्गक लोप । कीर्तिकें कामिनी एवं भूतिकें भूषण कहब रूपक अलंकार थिक ।। ३० ।।

**इति श्रीविद्यापतिविरचित कीर्तिलतामे पहिल पल्लवक पं० शशिनाथझाकृत व्याख्या समाप्त भेल ॥**

# दोसर पल्लव

आब भम्हरी फेरो पुछैत अछि–

हुनका (कीर्तिसिंहकें) कोना शत्रुता उत्पन्न भेलनि आ ओ तकर उद्धार कोना कएलनि (बदला कोना चुकओलनि) ? हे स्वामी ! अहाँ हमरा ई पुण्य कथा कहू, जकरा हम सुखसँ सुनी ।

उप्पण्णउ=उत्पन्न भेल । वैरिपण=वैरित्व । सामित्र=स्वामी ।। १ ।।

तखन भम्हरा कहए लागल–

राजा लक्ष्मण सेनक संवत् जखन दू पाँच दू (२५२) लिखित भेल (प्रारम्भ भेल) तकर चैत मासक पहिल पक्षक (कृष्णपक्षक) पंचमी तिथिमे राज्यक लोभी असलान (अर्सलान नामक क्रूर व्यक्ति), बुद्धि, पराक्रम एवं सेना सँ (राजा गणेश्वर सँ) जखन हारि गेल तखन हुनक निकट बैसि विश्वास कराए राजा गणेश्वर कें मारि देलक । राजाकें मारैत देरी ओतए युद्धक हल्ला मचि गेल, पृथ्वी पर हाहाकार शब्द होमए लागल आ देवराज इन्द्रक नगर (स्वर्ग)क रसिक रमणी सभक वामा आँखि मानू फड़कए लागल ।।

लक्खणसेन = लक्ष्मणसेनक संवत् २५२=१३६१ ई० । असलान–एहि नामक महत्त्वाकांक्षी सैनिक । विसवासि (मै०)= विश्वास दए । बइसि (मै०)=बैसिकए । धुअ (अव०-ध्रुवम् (सं०)-निश्चित बुझाइत अछि, उत्प्रेक्षावाचक शब्द, तें उत्प्रेक्षालंकार । स्त्रीक वामा अंग फड़कब शुभ सूचक थिक । तात्पर्य ई जे गणेश्वर सन युवक मरि कए स्वर्ग पहुँचताह आ तखन एहन पुरुषरत्नक प्राप्ति अप्सरासभकें होएत ।। २ ।।

राए गणेश जखन स्वर्ग गेलाह त एतए हुनक राज्यमे अशान्ति भए गेल । ठाकुर (भूमिपति) ठक भए गेल, चोर जबर्दस्ती घर सँ वस्तु लेबए लागल, नोकर गोसाउनिक सीर धरि दखल करए लागल, धर्म द्वन्द्व (संघर्ष)मे पड़ि डूमि गेल, दुष्ट सभ सज्जनकें सताबए लागल, कोइ विचार कएवाला नहि रहल, उत्तम जातिक लोक अधमजातिक लोकसँ विवाह करए लागल, नीच व्यक्ति उत्तम व्यक्तिक शत्रु भए गेल । अक्षरक (काव्यक) रसकें क्यो बुझनिहार नहि रहल, तें कविगण एम्हर-ओम्हर घुमि भिखारि भए गेलाह आ तिरहुत देश सब गुणसँ अढ़ (झाँपल) भए गेल ।

ठाकुर=जमीन्दार, गामक व्यवस्थापक । चप्परि=चड़फर भए, निडर भए । गोसाउनि=कुलदेवता । गए = जाकए । धन्ध=द्वन्द्व । निमज्जिअ= डूबल । पारक (अव०)-पारक्य (सं०)-शत्रु । स्वभावोक्ति अलंकार ।। ३ ।।

राए गणेशकें मारलक त असलानक क्रोध शान्त भेलैक । मनहि मन ओ लजाएल आ तुर्क असलान एहि प्रकारें विचारए लागल । हम नीच कर्म कएलहुँ' । ओ धर्मक स्मरण कए अपन माथ धुनए लागल जे एहि दुर्नीतिक उद्धार (संशोधन, प्रायश्चित्त) करबाक लेल आन कोनो पुण्य (धर्मकार्य) नहि देखि रहल छी । राज्य समर्पित कए फेर सँ कीर्तिसिंहक सम्मान करी ।

सन्त (अव०)- शान्त । गुन्नइ (अव०)-गुनैत अछि, विचारैत अछि । आन (मै०)-अन्य, दोसर ।। ४ ।।

सिंहसनक पराक्रमी, मानक धनी, वैरक बदला लेबा लेल सुसज्जित (तैयार) कीर्ति सिंह शत्रुक द्वारा समर्पित (देल) राज्यक स्वीकार नहि करैत छथि ।

णहु (प्रा०)-न खलु (संस्कृत)-नहियें । अङ्गिरइ=अङ्गीकार (स्वीकार) करैत छथि ।। ५ ।।

कीर्तिसिंह कें माए एवं गुरुजन (मान्य श्रेष्ठ सम्बन्धिक सभ) कहैत छथिन आ मन्त्री तथा मित्रगण सिखबैत छथिन जे कखनहुँ एहन काज नहि करी जे 'क्रोधसँ राज्यक त्याग कए पिताक वधकें मनमे रखने

रहब'। अपन भाग्यलेखक अनुसार राजा गणेश्वर स्वर्गमे इन्द्रक लग गेलाह अछि (एहिमे ककरो दोष नहि, एकरा भाग्यक गुण-दोष बुझी) । तें अहाँ शत्रुकें मित्र बनाए (सन्धि कए) तिरहुतक राज्य भोगू ।

'एहन कर्म नहि करी'- एहि सँ सूचित होइछ जे एकर भयंकर परिणाम होएत । परिहरिअ=परित्याग करिअ । लेहें=लेखेन (सं०)=भाग्य लेखसँ । समाज (मै०)-निकट, जेना-पहुक समाज ॥ ६ ॥

दिनक तेसर पहर मे माए, मित्र, मन्त्री ओ महाजन (धनवान) सभक द्वारा एहि तरहें कहला पर हृदयरूपी पर्वतकन्दरा (गुफा) मे सूतल 'पिताक शत्रुता' रूपी सिंह जागि गेल आ महाराज कीर्तिसिंहदेव कुपित भए ललकि ललकि बाजए लगलाह–

अरे अरे लोक सब ! व्यर्थमे स्वामीक शोककें विसरएबाला ! कुटिल राजनीतिमे चतुर ! हमर वचन कें नीक जकाँ सुनै जाउ ॥ ७ ॥

माता ममताक कारण एना बजैत छथि, मन्त्री राज्यक नीति कहैत छथि, मुदा हमरा त प्रिय एक्केटा 'वीरपुरुषक रीति' (युद्ध करब) अछि ।

तेतुली वेला- तृतीय-पहर, यथा-'तेतरि बेटी'=तृतीया पुत्री । पइ (अव०)-प्रति (सं०) । रज्जह (अव०)-राज्यक ॥ ८ ॥

विना मानक भोजन, शत्रुक देल राज्य आ ककरो शरणमे रहि जीअब– ई तनू काज कायरक (डरपोकक) थिक । दीपक अलंकार । विहून (अव०)-विहीन (सं०) । पइट्ठे-पैसिकए ॥ ९ ॥

जे अपमान सँ दुःख नहि मानैत अछि, दान आ खड्गक मर्म (रहस्य) नहि जनैत अछि तथा परोपकार सँ धर्मकें नहि बढ़बैत अछि, से धन्य (भाग्यशाली, वस्तुतः अभागल) निश्चिन्त भए सुतैत अछि । इयेह तीनू काज वीर पुरुषक मुख्य थिक, जनिका एकर प्रयोजने नहि, तनिका चिन्ते कथीक ? ओ निश्चिन्त भए सुतैत छथि ॥ १० ॥

हम परम पौरुषकें ग्रहण कए रहल छी, एहि विषयमे झट दए किछु कहल नहि जा सकैछ । हमरहु जेठ श्रेष्ठ भाए मन्त्रणा (परामर्श)

देबा मे विशेष निपुण विद्यमान छथि, हुनका सँ सलाह लेब आवश्यक अछि । ओ किछु बाजथु ।

पर (सं०)–उत्कृष्ट । पुरसारिस=पौरुष, पराक्रम । धाए=दौड़ि कए ॥ ११ ॥

आब वीर सिंहक सम्मति प्रस्तुत अछि– हम पिताक वैरक उद्धार करब (पिता सँ शत्रुता कएनिहार सँ बदला लेब, ओकर नाश करब), अपन निर्णय सँ पाछू नहि हटब, युद्धमे साहस करब, शरण मे समागतक त्याग नहि करब, दानसँ दरिद्रताकें दलित (खण्डित) करब, किन्तु 'नहि' शब्द नहि बाजब, वरु प्राणपात (प्राणत्याग) कए लेब, किन्तु अपन असामर्थ्य (दुर्बलता) प्रकाशित नहि करब । अभिमान कें अपन प्राणक समान राखब, नीच समाज सँ स्नेह नहि करब । भने हमर राज्य रहओ वा जाओ– एहि तरहें वीरसिंह अपन विचार कहलनि ।

परिवण्ण (प्रा०)– प्रतिपन्न (सं०)– स्वीकृत निर्णय, प्रतिज्ञा । न ञुण=न पुनः = न कि । पानेपाट (अब०)– प्राणपात (सं०) । नीसत्ति (अव०)– निश्शक्ति ॥ १२ ॥

तखन दुनू भाइक (वीर सिंह एवं कीर्तिसिंहक) निर्णय एक (समान) मिलि गेल । दुनू सहोदर सङ्ग भेलाह, दुनू पुरुष सब गुनक आगर छलाह । लगैत अछि जे बलरामक संग कृष्ण होथि, ने कि राम–लक्ष्मणक समान वर्णित होथि । राजाक पुत्र पएरहि चललाह, विधाता एहन भोला (बुद्धिहीन, विसरभोर, अविवेकी) छथि जे हिनका सबकेँ देखि ककरा आँखिमे नोर नहि अबैत छैक, अर्थात् सब कनैत अछि । बलभद्र–कृष्णक रूपमे वर्णन सँ स्पष्ट होइछ जे कीर्तिसिंह छोट होइतो राजा छलाह आ वीर सिंह जेठ होइतो मन्त्री (विचारी) रहलाह । राम राजा ओ लक्ष्मण सेवक तनिक दृष्टान्त एतए उपयुक्त नहि अछि, से कविक आशय । उत्प्रेक्षा, व्यतिरेक, विषम, अर्थापत्ति अलंकार ।

वेवि (अव०)–द्वे अपि (संस्कृत)– दुनू । राएह (अव०)– राजाक। भोर (अव०)– भोल–सीधासादा, सोझमतिया ॥ १३ ॥

अपन लोक (समाज) आ परिवार केँ छोड़ि देलनि । राज्यक भोगकेँ छोड़लनि, उत्तम घोड़ा ओ अरिजन-परिजन (नोकर-चाकर) कें छोड़ि देलनि । माएक पएरक प्रणाम कएलनि आ जन्मभूमि (मिथिला)क मोह छोड़लनि । नवयुवती स्त्रीकें छोड़लनि, बहुतो धनकें छोड़लनि । पातिसाह (बादशाह)क उद्देश्य सँ (हुनका सँ भेंट करबाक लेल) राजा गणेशक पुत्र चलि पड़लाह ।

लोअ=लोक (आदमी) । अवरु- अओर । धनि (प्रा०मै०)- प्रेसयी, पत्नी ।। १४ ।।

दुनू राजकुमार पएरहिं चललाह, सब लोक हरि-हरि कहि भगवानक स्मरण करएल लागल (बड़ दुखी भेल) । बहुतो पट्टी (सड़कक काते कात नमगर वस्ती) ओ पाँतर (दू बस्तीक बीच दूर तक जनशून्य बाट) छोड़लनि (पार भेलाह) आ किछु-किछु अन्तर (दूरी) पर लोककें बसल पओलनि (देखलनि) अथवा किछु किछु अन्तर पर वास (रात्रि विश्राम) करैत गेलाह ।

जतए जाही गाम जाथि ततए राजा भोगीश्वरक नाम बड़ प्रसिद्ध छल । (तनिके ई दुनू कुमार पौत्र थिकाह से जानि) केओ कपड़ा, केओ घोड़ा आ केओ थोड़-थोड़ संवल (वटखर्चाक वस्तु) दइत गेलनि । केओ हिनक दलमे पैसि पाँती मे लागि गेल, केओ सेवक रूपें पाछाँ लागि गेल । क्यो ऋणपैंच देलकनि, क्यो नदीक पार कए देलकनि, क्यो भारबोझ (मोटा) उघि देलकनि, क्यो सोझ बाट कहलकनि आ क्यो अतिथिसत्कार ओ विनय कएलकनि । एहितरहें कतेको दिनमे वाटकेँ पार कएलनि (गन्तव्य स्थान पर पहुँचलाह) ।

गाञो (अव०)- गाम । भोगाइ=भोगीश्वर, जेना-जिवाइ-जीवेश्वर, धिराइ-धीरेश्वर, सोनाइ-सोनेलाल । नाञो-नाम, नामशब्दक स्थान मे पूर्वकालमे संज्ञाशब्द चलैत छल । तकर विशेषण स्त्रीलिङ्ग 'बड़ि' भेल बड़ीटा नाम । कापल=कपड़ा । घोल=घोड़ा । थोल (अव०)- स्थूल (सं०)=प्रचुर, अर्थ परिवर्तन सँ थोड़, किछु-किछु । भैठि (अव०)-भाठा (पाछू, कात) लागि

।। १५-१८ ।।

उद्यम (उद्योग, कार्यतत्परता) मे लक्ष्मी अवश्य बसैत छथि, साहस कएला सँ सिद्धि अवश्य होइत छैक । बुद्धिमान् पुरुष जहिं-जहिं चलैत छथि तहिं-तहिं समृद्धि (ऐश्वर्य) भेटैत छनि ।। १९ ।।

ताहीखन ओहि नगरकें देखलनि, तकर नाम जोनापुर (जौनपुर) थिक । आँखिक लेल ई प्रिय आ लक्ष्मीक विश्राम स्थान थिक । अत्यन्त सुन्दर ओ वैभव सँ परिपूर्ण अछि- से व्यंग्य अर्थ ।। २० ।।

ओ सब ओहि नगरकें देखलनि जे सुन्दर डँरकस (डाँरक गहना) रूपी जल (चारू भर जलपूर्ण गड़खइ) सँ पखारल (धोअल) छल । मकानक भीतर जमीन ओ देवालपर पाथर लगाओल छल आ बाहर ऊपर सँ चूनक पोचारा कएल छल । वाटिका (फल-फूलक बाड़ी) मे गाछ सब पल्लवसँ भरल, फुलाएल ओ फड़ल छल । ओहि मे आम एवं चम्पाक गाछ शोभित छल । फूलक रसक पान सँ माँतल भम्हराक शब्द लोकक मनकें मोहि रहल छल ।। २१ ।।

वक्रद्वार (ऊपर सँ मेहराव युक्त द्वार), पोखरि, बान्ह ओ संक्रम (सेतु, पूल) सँ युक्त एवं उत्तम जलगृह छल । अएबाक बाट ओ जएबाक बाट मे पैघो लोकक बुद्धि भोतिया जाइत छल । सीढ़ी, तोरणद्वार, यन्त्रनल (फव्वारा), जङला (जालीदार खिड़की) एवं खण्डिका (खिड़की=लघुद्वार) सँ युक्त छल । ततए ध्वजा सँ युक्त एक धवलगृह (उजरा राजप्रसासाद) हजारो घरक बीच स्वर्णकलस सँ शोभित छल ।। २२ ।।

थलकमल फूलक पत्तीक आकारक आँखि सँ 'मत्तहाथीक समान गतिवाली झुण्डक झुण्ड कामिनी' चौहटिया (चौक परक मुख्य बाजार) केर बाट पर मुड़ि कए देखैत अछि । कर्पूर, कुंकुम, चन्दन, अगुरु, सुगन्ध, चामर, रत्न, सोना ओ वस्त्रकें वनियाँ सब उचित मूल्य लए बेचैत अछि आ तकरा गृहस्थ सब कीनि अनैत अछि ।

सत्थ (अव०)-सार्थ (सं०)- दल । बिक्कण=बिकिनैत अछि= बेचैत अछि । वेवहार मूल्य=प्रचलित दाम । बब्बर (प्रा०)-वर्वट (सं०)=

गृहस्थ ।। २३ ।।

सम्मान, दान, विवाह, उत्सव, गीत, नाटक, काव्य, अतिथिसत्कार, विनय, विवेक आ खेल-तमाशा सँ सब केओ समय बितबैत अछि । झुण्डक झुण्ड लोक भ्रमण करैत, खेलाइत, हँसैत, तकैत जाइत अछि । ऊँच ऊँच हाथी-घोड़ाक भीड़मे उनटा रास्ता पकड़ा गेला पर लोक अपन बाट ताकि नहि पबैत अछि ।। २४ ।।

फेर अओरो-

ओहि जौनपुर नगरक संरचनाक (निर्माण विधिक) स्तुति (प्रशंसा) कएल जाइत छल । सए संख्या मे विद्यमान लोक हाटक मार्गपर घुमैत छल, टोल (मुहल्ला), चौराहा, अखाड़ा, नगरद्वार, गोलबाजार, गली, वलभी (छत परक छोट कोठली), गली, अटारी (अनेक महलक भवन), कोबरा घर (पति-पत्नीक शयनकक्ष), रहट (कूप सँ जल ऊपर अनबाक यन्त्र), घाट, कौसीस (छतक देवाल परक बुर्जा), छहरदेवाली आदि नगर वसएबाक रीतिक वर्णन की कहू, जेना एतए दोसर अमरावतीक (इन्द्रक नगरक) अवतार भेल हो ।

परिठब=प्रतिष्ठापन । ठवन्ते=स्तुवन्तः=स्तुति करैत छलाह । शतसंख्यक लोक छल, हाट नहि । ओबारी=कोबर घर । उत्प्रेक्षा अलंकार ।। २५ ।।

आओरो-

सबसँ पहिने राजकुमार हाटमे प्रवेश कएलनि । ओतए आठो प्रकारक धातुक (सोना आदि द्रव्यक) वस्तु बनएबाक टनाक-टनाक शब्द होइत छल, कँसेरीक (काँसाक वर्तन बनओनिहारक) पसार (वस्तु पसारल स्थान) पर काँसक (कसकुट धातुक वर्तन बनएबाक) क्रें क्रें शब्द भए रहल छल, प्रचुर संख्यामे पुरवासी लोकक पएरक भारसँ दलमलित होइत छल, धानक हाट, सोनक (पटुआक) हाट, पानक हाट, पकमानक हाट, माँछक हाट-एहि सभक बेचनिहारक मुँहसँ निकलल जोरजोर सँ कएल शब्दक ('सस्ता सुभीता मे सामान लै जाह' इत्यादि) कथा कहैत लगैत अछि जे ई सब फूसि थिक, जनु बहुत भारी गुर्गुर शब्द सहित उत्ताल तरंग

सँ भरल जोर-जोरक हल्ला सँ कानकेँ भरैत समुद्र अपन मर्यादा (तट सँ ऊपर नहि उठबाक नियम) कें छोड़ि ऊठि पड़लाह अछि । अपह्नुति एवम् उत्प्रेक्षा अलंकार ।। २६ ।।

माँझ दिनक समय (दुपहरिया) मे भीड़ सज्जित भेल, संपूर्ण पृथ्वी मण्डलक वस्तु सभकें बेचबाक हेतु बेचएबाला आबि बजैत छल (धनियाँ लेबह हे, जीरा लेबह हे !) । मनुष्यक पैघ झुण्ड दोसर झुण्डकें पीसैत (रगड़ैत) चलैत छल, अंग सँ अंग मलल जाइत छल । आन व्यक्तिक कपारक चानन अनका लागि जाइत छलैक । सुपात्रो (नीको लोकक) द्वारा दोसराक स्त्रीक कंगन टुटि जाइत छलैक । ब्राह्मणक जनेउ चाण्डालक हृदय पर लुढ़कैत छल । वेश्या सभक स्तन संन्यासीक हृदय पर पिचा जाइत छल ।

वेला=समय (स्त्रीलिंग, आ तें विशेषण स्त्रीलिङ्ग करी) । सम्मर्द=सघन भीड़ । चक्र=मण्डल । मीसि (अव०)-मिश्रित, (सं०)=मेला । उँगारब=देहमे उबटन लगाएब । पात्रहु=सत्पुरुषहु, 'पात्रत्वाद् धनमाप्नोति'। लूर (अव०)-लुलित=शोभित । स्वभावोक्ति एवं विरोधाभास अलंकार । अद्‌भुत रस ।। २७ ।।

घनगर लोकक बीच दए घोड़ा ओ हाथी चलैत छल, बहुतो निरीह व्यक्ति पिचाए जाइत छल । आगू दिस एवं पाछू दिसक रेड़ा होइत छल । ओ नगर नहि, मनुष्यक समुद्र थिक ।

वापुर (अव०)-व्याकुल (सं०)-विकल, वेचारा, निरुपाय । आवर्त (सं०)- आगू दिसक रेड़ा । विवर्त (सं०)-पाछू दिसक रेड़ा । रोल (अव०)- तीक्ष्ण शब्द । अपह्नुति अलंकार ।। २८ ।।

बहुत तरहेँ बनियाँ सब जखन हाट पर घूमए अबैत छथि तँ एके छनमे सब सामान बेचि लैत छथि आ किछु सामान किनइतो छथि । ओतए सब दिस सामानक पसार (देखएबाक लेल विन्यास पूर्वक आगूमे सजाओल) पसरल छल । रूप, यौवन ओ गुणसँ भरल सैकड़ो हजारो बनियाइन चतुर नारी सब बाजारक गलीकें शोभित करैत बैसल छल । (ओकरा सँ बात

करबाक लेल) किछु लाथ (बहाना) बनाए ओहि युवती सबसँ लोक गप-शप करैत छल । बेचैत-किनैत त अपन सुविधाक अनुसार छल, परन्तु दर्शन सुख नफा मे भेटि जाइत छलैक ।

औत्सुक्य भावध्वनि । शृंगार रस । स्वभावोक्ति अलंकार । हिण्ड (सं०)- टहलब । विक्रीणन=बेचब । पसार (अव०, मै०)- प्रसार (सं०)- सामान पसारब । वेसाहब-उधार लेब ।। २९ ।।

ओतए युवती अपन कमल सन आँखिक कनखीसँ सबकें देखैत छल । चोरा कए कएल प्रेम यद्यपि प्रिय छलैक तथापि अपने दोषसँ सशंक (शंकाकुल, चौंकल) रहैत छल । रूपक अलंकार ।। ३० ।।

ओहि नगरमे बहुतो ब्राह्मण, बहुतो कायथ, बहुतो राजपूतक कुल ओ आनो बहुतो जाति फैल (विस्तार) सँ बसैत अछि । सब क्यो सुजन (उत्तम स्वभावक लोक), सब क्यो धनवान् अछि आ नगरराज (जौनपुर) सब नगर सँ ऊपर (श्रेष्ठ) अछि । जें सब घरक दोआरि पर स्त्रीसब आनन्द पूर्वक रहैत अछि तें तकरा सभक मुखमण्डल सँ प्रत्येक घर मे चन्द्रमा उगैत छथि ।

ई जौनपुरक हिन्दू बस्तीक वर्णन थिक । परिणाम अलंकार ।। ३१ ।।

एक हाटक ओर (अन्त) कएलनि त दोसर हाट मे प्रवेश कएलनि । राजमार्गक निकट चलैत ओ सब अनेक वेश्याक निवास (घर) देखलनि जकरा बनएबामे विश्वकर्मोकें बहुत प्रयास करए पड़लनि । अओरो विचित्रता (अद्‌भुत) की कहू, जाहि वेश्या सभक केशधूपक धूआँक रेखा ध्रुव नक्षत्रोसँ ऊपर पहुँचि जाइत छल । क्यो क्यो एहनो सम्भावना करैत छल जे ओही धूमक बनल काजर चन्द्रमाक कलंक थिक ।

ओल (अव०)- ओर (मै०)=अन्त । औकी (अव०)-अओकी (अव०)- दोसर, 'अओका दिस जमराअ चरू'-विद्यापति । कोल (अव०)-क्रोड (सं०)- कोर, कोरा (मै०)- अंक, गोद । केशधूम-स्नानक बाद वेश्यासभ केशकें सुखाए धूमन-गुग्गुलुक धूप केश मे लगबैत अछि जाहि सँ केशक सौन्दर्य बढ़ैत छैक । 'विश्वकर्महु भेल बड़ प्रयास' मे तथा

'ध्रुवहु उप्पर' मे अतिशयोक्ति, 'अइसनेउ संक' मे उत्प्रेक्षा ।। ३२ ।।

वेश्यासभकें लाज वनावटी, यौवन कपटपूर्ण (साज-सज्जासँ प्रौढ़ा सेहो तरुणी बनि जाइछ) रहैत छैक । धन प्राप्तिक लेल प्रेम करैत अछि, लोभ सँ विनय आ धनक कामनाकें सौभाग्य मानैत अछि । स्वामीक विना (शोभाहेतु) सिन्दूर लगबैत अछि आ परिचय भेला पर अपवित्र मानल जाइत अछि । (विवाहिता नहि रहलो पर सिनूर लगबैत अछि, अत्यन्त स्वच्छ रहने देखबा मे पवित्र रहलो पर व्यवहार सँ परिचय भेला पर 'ई वेश्या थिक' एहन बात जनला पर लोक एकरा अपवित्र बुझैत अछि) ।

जतए गुणवान् व्यक्ति लाभ नहि पबैत (उपेक्षित) अछि आ भुजंग=प्रेमपागल लम्पट गौरव (महत्त्व) पबैत अछि, एहन वेश्यालय मे धूर्तक रूपमे निश्चय कामदेव रहैत अछि ।

विरोध, विषम, उत्प्रेक्षा एवं रूपक अलंकार । परामरिस (अव०)- परामर्श, विवेचन सँ । अलहना (अव०)- अलभमान (सं०) लाभ नहि पाबएवाला । भुअंग (अव०) भुजंग (सं०)- साप, जे अत्यन्त कामुक होइछ तें एतए एहि सँ अत्यन्त प्रेमासक्त लम्पट अर्थ लेल जाइछ । धुअ (अव०)- ध्रुव (सं०)- निश्चय, मानू, उत्प्रेक्षावाचक शब्द । धुत्तह-धूर्तक ।। ३३ ।।

ओहि वेश्या सभकें सुखभवन कें सजबैत, अलताक तिलक (गाल पर लेप) कए (तकरा बीच-बीचसँ) पत्ती सब (आकृति) कटैत (बनबैत), दिव्य वस्त्र (पटोर) पहिरैत, थकरि थकरि केशक जुट्टी बन्हैत, सखी सभकें देखैत, हँसि तकैत, सियानी (नवयुवती), सुन्दरी, पातरि, पातर पेटवाली, तरुणी, चंचला, वियाहलि अथवा छोटि, बुधियारि, हँसी-ठठा करबा मे चतुर सुन्दरीक दल कें जखन कामी पुरुष देखैत छथि तँ मन करैत छनि (विचारैत छनि) जे चारि पुरुषार्थ मे सँ तेसरा काम मे लागि शेष तीनू (धर्म, अर्थ आ मोक्ष) कें उपेक्षित (त्याग) कए दी ।।

सुखसार-सुखशाला=सुखनिवास, 'बड़ सुखसार पाओल तुअ तीरे'- विद्यापति । अलका-तिलका-पत्रावली- अलता लेपि तकर बीच-बीच सँ किछु अंश कें तेना मेटाओल जाइछ जे कमलफूल आदिक आकार भए

जाइछ । खण्डन्ते-बीच बीच सँ खण्डित करैत । पिन्धन्ते-पहिरैत, पेन्हैत । उभारि-खोपा खोलि केशकें फुटबैत । लोनुमी-लावण्यमयी=सौन्दर्य भरल । पतोहरी-पतोदरी=पातर पेटवाली । वेन्ही-विन्ना (सं०)-विवाहिता (अविवाहिता क अभिनयमात्र करैछ) । सार्थ (सं०)- दल (झुण्ड) । वेन्ही आदि वेश्याक भेद वर्णरत्नाकर मे आएल अछि ।। ३४ ।।

ओहि वेश्या सभक केसमे फूल बसैत (उजरा फूलक माला सजाओल) अछि से लगैछ जेना मान्य (प्रतिष्ठित) पुरुषक लाजसँ झुकल मुखरूपी चन्द्रक प्रकाशक अवनति (नीचाँ भेल) देखि कए अन्धकार (कारी केश रूपी) हँसि रहल हो । (एतए उजरा फूल कें हास रूपमे वर्णित कएल गेल अछि । वेश्याक अतिशृंगार एवं लज्जाहीनता सँ शिष्टजन स्वयं लज्जित भए मूड़ी झुका लैत छथि ।) ओकरा सभक आँखिक कोनक (कटाक्षक) चलला सँ भौंह टेढ़ भए जाइत छैक, प्राय: काजरक नदीक तरंग आ भँवर मे पैघ-पैघ पोठी माँछ उछलि रहल हो । अत्यन्त पातर सिन्दूरक रेखा पापक (वेश्यावृत्तिक) निन्दा करैत अछि, प्राय: ई कामदेवक पहिल प्रताप थिक । (उत्प्रेक्षा, रूपक ओ परिणाम अलंकार) । ओ सब (वेश्या) दोष सँ हीन ओ मध्यभाग (डाँर लग) क्षीण (पातर) अछि, लगैत अछि जे रसिक व्यक्ति एकरा जूआमे (अपन सब किछु दावपर लगाए) जीति कए अनने अछि । स्तनक भारसँ टुटए चाहैत अछि, आँखिक तृतीय भागसँ तीनू भुवन (स्वर्ग, मर्त्य, पाताल) कें साधय (वशमे करए) चाहैत अछि । सस्वर (मेहीं आवाज मे) बजैत अछि, राग-रागिनीक साधना करैत अछि । कोनो रसिक कें एहनो आशा रहैत छैक जे कोना कए एकर आँचरक हवा लागत । ताहि वेश्याक कुटिल कटाक्षक श्रेणी (पाँती) रूपी रोब-दाब सहित कामदेवक बाणक पाँती जेना चतुर युवकक मन मे गड़ि जाइछ तहिना गाएक तुल्य जड़ गमार व्यक्तिकें छोड़ि दैत अछि ।

तरंग=तरंगित होएब=उछलब । जीनि=जीति कए । ससरे=सस्वर । गमार=गाममे रहएवाला अपटु व्यक्ति । गोवोलि (अव०)-गैवार, गाएक सम्पर्कमे मन्द बुद्धिक लोक ।। ३५ ।।

सबहुँ नारी बुधिआरि आ सबहुँ लोक सुभ्यस्त (सुव्यवस्थित,

धनी) अछि । श्री इब्राहिम शाहक गुणसँ ककरो ने चिन्ता आ ने शोक अछि ।। ३६ ।।

सब दिस देखिकए आँखि सुखित होइत अछि, सब दिस सुन्दर स्थान ओ सुभोजन भेटैत अछि । एक छन भरि बुद्धिमान लोकनि मन दए सुनथु, हम किछु-किछु तुर्क सभक लक्षण (परिचय) कहैत छी ।। ३७ ।।

तखन दुनू कुमार बाजार मे प्रवेश कएलनि जतए लाखो घोड़ा ओ हजारो हाथी देखल जाइत छल । कतहु हिन्दू दासी-दास, कतहु बाँदी-बन्दा (मुसलमान दासी-दास) छल आ कतहु मन्दबुद्धिक हिन्दूकें दूर निकालल वा धिक्कारल जाइत छल ।

बे (अव०)- द्वे=दू । गन्दा (अव०)- गणेरक (सं०)-हिन्दूदास । निक्कारिए (अव०)-निष्कार्यते= निकालल जाइत अछि अथवा न्यक्क्रियन्ते= धिक्कारल जइत अछि ।। ३८ ।।

कतहु थारी, बाटी ओ तौला पसारल छल त कतहु धनुष बाणक दोकानदार छल । सड़कक दुनू कात सराफे सराफ (आभूषणालय) भरल छल जतए हीरा लहसुनियाँ आ फिरोज रत्न तौलैत छल अथवा यवन व्यापारी आगूक बाजारमे लशुन आ पियाजु तौलैत छल ।

तत्त्थ-तश्तरी (फा०)-प्लेट । कूजा (फा०)-प्याला । तबेल्ला तप्तपात्री- तौला-भात वा दालि रन्हबाक माँटिक वासन । सराफा (फा०)-गहनाक बाजार । बेबि (अव०)- द्वे अपि (सं०)=दुनू । बाजू (फा०)-तरफ, दिस । हेरा-हीरा अथवा फेरा=दूर दूर सँ ताकि सामान आनि बेचनिहार, टहलि-टहलि बेचनिहार । दू अर्थ रहला सँ श्लेष अलंकार ।। ३९ ।।

अनेको तुर्क, गुलाम (नौकर) खरीद कए अपना मे अनेको सलाम करैत छल । बटुआ (कपड़ाक मनीबेग), जूता आ मोजा बेसाहैत (किनैत) मीर, बल्ली, सालार आ ख्वाजा (यवन उच्च अधिकारी सब) घुमैत छल ।

बेसाहन्त (अव०)- विसाधयन्तः (सं०)-बाहर सँ खरीदि आनब । खीसा (फा०)-बटुआ=छोट कपड़ाक थैली जाहिमे सरोता, सुपारी, तमाकू,

नगद आदि राखि डाँरमे खोंसल जाइत छल । पइज्जल्ल (फा०)- जूता । मीर (फा०)-धनी । वल्ली (फा०)-उच्च अधिकारी । सालार (फा०)-मुख्य । खोजा-ख्वाजा (फा०)- फकीर, सन्त ।। ४० ।।

ओतए 'अबे बे' कहैत, शराब पिबैत, खीसा कहैत, कलमा पढ़ि जीवैत (निर्वाह करैत), नकाशी करैत, महजित कें भरैत आ किताब पढ़ैत असंख्य तुर्क छल ।

'अबेबे' (फा०)-शिष्टाचारक शब्द । कलीमा (फा०)-कुरानक कथा । कलाम (फा०)-कुरानक पाठ । कसीदा (फा०)-नकासी, कविता । मसीद (फा०)-मस्जिद ।। ४१ ।।

यवन ईदगाह मे खोदाक स्मरण कएलक । भांगक गूड़ी (चूर्ण) खाए लेलक । विनु करणहिं क्रोधित भए गेल आ मुँह तप्त (धिपल) तमघैल जकाँ (लाल) भए गेलैक । ओ तुर्क तोषार (वर्फसन उज्जर घोड़ा) पर चढ़ि विदा भेल, हाट पर घूमि-घूमि हेड़ा (पशु पर लागए वाला कर=टैक्स) लेबए चाहए, (करअधिकारी नहियों रहला पर कर लेबए लागल आ नहि भेटला पर) कड़गर नजरि सँ देखि दबारिकए दाढ़ी पर थुकबा दैत छल । ओ अपन सब सँ पैघ वस्तु स्वास्थकेँ शराब पीबा मे खराप कए, तपत (धिपल) कबाब (रान्हल भूजल मांस) खएबा मे सम्पत्ति खा जाइत अछि । ओकर विवेकहीनता एवं छलकपटक बारे मे की कहू ? ओ अपना पाछाँ (विनु प्रयोजनें) सिपाही लेने घुमैत अछि ।

अतिगह-ईदगाह । खोदाए=खुदाकें । कोहाए=तमसाए । गुण्डा-गूड़ा, (चूर्ण) । वएन=वदन=मुँह । तातल=तप्त, 'तातल सैकत वारि बिन्दुसम'-विद्यापति । तमकुण्ड=तामाक कुड़नी (घैला) । तोषार=तुषार=वर्फ सन उज्जर घोड़ा । हेड़ा=पशुकर, हेँड़=पशुदल, ताहि पर लागए वाला शुल्क हेड़ा । आड़ी डीठि=अड़ल दृष्टि=सामना करबा मे लागल नजरि । दबरि=दबारि=डाँटि । दवरि-दउरि=दौड़िकए । दवरि-दरबरि (प्रा०मै०)=झट दए । सव्वस्स (प्रा०)-सर्वस्व (सं०)=सब किछु । दिरम (फा०) = रुपैया । फरीबी-फरेब (फा०)= छल-कपट । पएदा-प्यादा

(फा०)-सिपाही । रूपक, स्वभावोक्ति अलंकार ।। ४२ ।।

साधारण यवन (मुसलमान) भाँग खा लैत अछि आ तखन भागिकए क्रोधित भए (अपने मने) खान (यवनपति) बनि जाइत अछि, दौड़ि कए माँछ सहित सालन (मसालायुक्त चटपटीदार तरकारी) चीरि (तोड़ि-फाड़ि) जीह पर धरैत अछि आ अनय (अनीतिवाला अन्ट-सन्ट) बात बजैत अछि । पहिल कओर खाइत अछि, जखने कओर मुँहमे जाइ कि एक छन चुप भए तखने बधनाक (टोंटीवाला लोटाक) पानि मुँहमे ढारि दैत अछि, गारि पढ़ैत अछि- ई व्यंग्य अर्थ । फेर तीर लए ओकरहि दिस तकैत अछि (आँखि गुड़ारि देखैत अछि), मुदा व्यर्थमे बिगड़ल ओहि यवनकें मखदूम (उपदेशक यवन) बाँहि धए बैसबैत अछि (शान्त करैत अछि) । जौं ओकरा लेल कर्पूर सन स्वच्छो अन्न आनल जाए तइयो ओ पियाजु-पियाजु बजैत (रटैत) अछि ।

जमण (अव०)- यवन (सं०) । खाण-खाँ, 'बहूनां यवनानां यः प्रभुः खानो निगद्यते'- पारसीकप्रकाश । जिउ-जीह पर । समिण (अव०)-समीन (सं०)- मीन (माँछ) सहित । सालन (फा०)-तीख-चोख तरकारी । अणए (अव०)=अनय (सं०)=अन्टसन्ट (मै०) । नेवाला (फा०)- कवल (सं०)-कओर (मै०) । गारि-निचोड़ि, गारि पढ़ब । गाड़ू (अव०)-गण्डूष-(सं०)-कुर्रा करए हेतु टोंटीबाला जलपात्र, बधना । आन (अव०)-अन्न (सं०) । पए (अव०)-प्रति (सं०)-पइ (मै०) । 'कपूर सम' मे उपमा, 'पिआजु पए'- विषमालंकार ।। ४३ ।।

गएबामे गौरवशालिनी गायिका मत्त भए (सुधिबुधि हेराए) मतरुफ (प्रशंसागीत) गबैत अछि । तुरकिनी चक्कर मारि कए नचैत अछि जकरा देखैत लोककें आन किछु ने सोहाइ छै । सैयद (प्रधान यवन) प्रसाद विलहैत (बँटैत) अछि । सबहक ऐंठ सब खाइत अछि । फकीर आशीर्वाद दैत अछि आ जँ किछु (टका) पबैत नहि अछि त गारि पढ़ि चल जाइत अछि । मखडूम नबाबी करैत अछि, ओ लगैत अछि जेना डोम रहए, ओ दस नारीक हाथ देखि अदृश्य वस्तु (फलादेश) देखबैछ (अधिक श्रद्धालु स्त्रीगण अधिक दान दैत अछि ।) ओतए न्यायाधीशक आदेशक हाल की

कहल जाय, हुनक त अपनो स्त्री परायी (दोसराक) भए जाइत छनि ।

गरुवि (अव०)- गुर्वी (सं०)-भारी, गौरवपूर्ण । जाखरी (फा०) यक्षिणी (सं०)- गायिका । मतरुफ (फा०)- प्रशंसागीत । चरख (फा०)-चक्राकार नाच । सइद-सैयद । शीरनी (फा०)-प्रसाद । दोआ (अव०)- दुआ (फा०)-आशीर्वाद । दरवेस (अव०)- दरवेश (फा०)-फकीर । दोम (अव०)— डोम जाति । ददस (अव०)- हदस (फा०)-अदृश्य प्रेतादि देखाएब । खुन्दकार (फा०)—न्यायाधीश । हुक्कुम (अव०)-हुक्म (फा०)- आदेश । जोए (अव०)-योषित् (सं०)-स्त्री । परारि (अव०)-परायी (हिन्दी) ।। ४४ ।।

## हिन्दू एवं तुर्कक सटल टोलक वर्णन-

हिन्दू आ तुर्कक वास सटले छल । ओतए एकक धर्म दोसराक लेल उपहास होइत छल । कतहु बाँग (मुसलमान द्वारा अजान) बाजल जाइत छल त कतहु (हिन्दूबस्तीमे) वेदपाठ होइत छल । कतहु विस्मल्ला कहि गाए काटल जाइत छल त कतहु छेद (छागरक वलि) होइत छल । कतहु ओझा (मन्त्र सँ झाड़निहार हिन्दू) त कतहु खोजा (मुसलमान झाड़फूक कएनिहार) छल । कतहु नक्तव्रत (दिन भरिक उपवास) त कतहु रोजा (मुसलमानी उपवास) होइत छल । कतहु तामक पात्र त कतहु कूजा (प्याला) छल । कतहु नमाज अदा होइत छल त कतहु पूजा होइत छल ।

अओका (अव०)-अवरक (सं०)-अओरक, दोसराक, स्त्री० अओकी वा औकी । ओझा (अव०)-उअज्झा (प्रा०)-उपाध्याय (सं०) । खोजा (अव०) -ख्वाजा (फा०) । नकत (अव०)- नक्त (सं०)- दिन भरि व्रत कए राति मे भोजन । रोज (फा०)-दिन, दिन भरि व्रत **रोजा** । तम्बारु-तामक कमण्डलु ।। ४५-४६ ।।

कोनो स्थान पर तुरुक बलात्कार (जबर्दश्ती) करैत अछि, बाट चलैत व्यक्तिकें बेगार मे धए लैत अछि । ओ ब्राह्मणबालककें पकड़ि लबैत अछि आ ओकरा माँथ पर गाइक चमड़ा लादि दैत अछि । कपारक ठोपकें चाटि लैत अछि, जनेउ तोड़ि दैत अछि आ देहक ऊपर घोड़ा चढ़ाबए चाहैत

अछि । देवपूजा हेतु धोआओल धान सँ शराब बनबैत अछि। देवकुल (मन्दिर परिसर) कें तोड़ि मस्जिद बनबैत अछि ।

बरकर=बरिया (बलगर) । बेगार (फा०)-विनु पारिश्रमिकक मजदूर । बडुआ (अव०)-वटुक (सं०) । चुडुक (फा०)-चर्म । फोट (अव०)-स्फोट(सं०)-ठोप (मै०)=कपार पर तिलक बिन्दु । धोआउरि= धोअल ओइरी धान (नीवार) । साँध=सन्धान करैत अछि, चुअबैत अछि। देउर (अव०)-देवकुल, देवपुर=मन्दिर । मसीद (फा०)-मस्जिद ।। ४७-४८ ।।

गोरि (कबुर्गाह) आर गोमठ (छोट छोट गुम्मज) सँ पृथ्वी भरल अछि, पएरो देबाक स्थान नहि रहल । हिन्दू कहि कए दूर निकालैत छैक, छोटो तुर्क भौकी मारैत (डरबैत) छलैक ।

देमएक (मै०)-देबाक । ठाम (मै०)-स्थान । निकार=निकालैत अछि । भभकी (मै०)-अपना सँ बलगरोकें डरएबाक चेष्टा, जेना-गिदर भभकी, बनरभभकी ।। ४९ ।।

तुर्कसबकेँ देखि भान होइत अछि (बुझा पड़ैत अछि) जे गोट-गोट (एक एक) कए हिन्दू कें गीरि लेत हनि । एहनो अवस्था मे जनिक प्रताप सँ हिन्दू रहि रहल अछि से सुलतान चिरजीवी होथु । अइसेओ=अइसनेओ=एहनो ।। ५० ।।

हाटहिं हाट घुमैत दुनू राजकुमार दृष्टि कुतूहल (देखबाक उत्सुकता) ओ काजमे रस (अनुराग) वश तखन राजद्वार पर पहुँचलाह ।। ५१ ।।

लोकक भीड़ एवं बहुत प्रकारक बाजा सँ कपड़ाक बनल गोलाकार घर भरल छल । अबैत तुर्क सब आ खान-मलिक सबहक पएरक भार सँ ओतुक्का पाथर चूनचूर भए गेल । दूरहु सँ आएल बड़का-बड़का राजा सब द्वारपाल द्वारा दौड़िकए रोकल गेल छलाह । आश्रय (रहबाक स्थान) चाहैत गालिम (तरुण यवन) राजमहल सँ बाहर अबैत अछि जकरा गनब पार नहि लगैछ ।

बहुविह (अव०)- बहुविध=बहुत तरहक । वद्दे=वाद्य सँ ।

अम्बर (सं०)- वस्त्र । मुलुक्का-मलिक (फा०) । दुरुहुन्ते (अव०)-दूरहु सँ । दवलि (अव०)-दउड़ि (मै०) । वारीआ (अव०)- वारित (सं०) । ठाहर (अव०)-ठौर (हिन्दी) ।। ५२ ।।

सब राजा उपहारमे धन पसारने सैयदगार (राजमहलक प्रधान अधिकारी यवनक कार्यालय) मे अबैत छथि । ओतए दरबार मे बैसल-बैसल दिन बीति जाइत छनि परन्तु वर्षो तक बादशाहक भेंट नहि पबैत छथि । मुदा, उत्तम परिवारक खान ओ उमरा सब अबितहिं, राजमहल मे जाइत छथि, सुलतानकेँ सलाम कए इनाम पबैत छथि आ अपना इच्छानुसार ओतए रहि कए बाहर अबैत छथि ।

विथारे-विथारने, विस्तार कएने । पुहुवीपाल (अव०)-पृथ्वीपाल (सं०)-राजा । भइट्ठे=भ्रष्ट कए=विताकए । उमारा=धनिक यवन । मजेद (फा०)-श्रेष्ठ । इनाम (फा०)-पुरस्कार । आपे (अव०)-स्वयम्, स्वेच्छा सँ । एतए हिन्दूराजा ओ मुसलमानक प्रवेशमे अन्तर देखाओल गेल अछि ।। ५३ ।।

जनिका सबसँ भेँट करबाक लेल सागरक ओ पर्वतक अवधि (अन्त) तक, द्वीप ओ दिशाक अन्त तक लोक जाइत अछि से सबहुँ दूर दूरक राजा ओ राउत सब एतहि राजद्वारहि पर भेटि जाइत छथि । एतए राजा सबकें गनैत, स्तुतिपाठ करैत भाँटक (स्तुतिगान कएनिहारक) ठट्ठ (दल) देखल जाइत अछि । अबैत-जाइत, काज करैत आदमीक लेखा के कए सकैछ ?

अन्तर (सं०)-अवधि (सीमा) । दीप (अव०)- द्वीप (सं०) । दिगन्तर (सं०)-दिशाक छोड़ । निमित्त-कारण । बटुराणा (अव०)-वर्तुलित (सं०)-गोलाकार जमा भेल, बटोरल । तत्थि (प्रा०)-ततहिं । विरुद (सं०)-राजस्तुति ।। ५४ ।।

तैलंग, बंग, चोल, कलिंग आदि देशक राजा अपन पुत्र सँ शोभित छथि । ओ सब अपन-अपन भाषा बजैत छथि, बादशाहक डरसँ कँपैत छथि, भने ओ शूर वा पण्डिते कियेक ने होथु । बहुतो राजपूतक बेटा सब

चलैत अछि, भीतर आ पाँतर (निर्जनस्थान) मे शोभित अछि, संग्राम मे सुन्दर अछि जेना गन्धर्वे हो तथा अपन रूपसँ दोसराक मनकें मोहि लैत अछि ।

साहस (अव०)- साध्वस (सं०)=भय । अन्तरे=भीतरमे । पन्तरे=प्रान्तर (पाँतर) मे । गन्धर्व-देवताक गबैया ।। ५५ ।।

ओहि सब मे राजाक निजी दरबार सम्पूर्ण पृथ्वीमण्डल मे सबसँ ऊपर अछि । ओतए दरिद्रो व्यक्ति अपन व्यवहार (फरियाद) कें झटदए राजोक लग लए जाइत अछि । ओतए शत्रु आ मित्र सभक मस्तक झुकि जाइत अछि, ओतए दण्ड आ पुरस्कार दुनू देल जाइत अछि । ओतए कतेको व्यक्तिकें कल्याण भए जाइत अछि । अपन भाग्य, अभाग्य आ विभागक बल कें ओतहि जाए सब जनैत अछि । ई बादशाह सबसँ ऊपर छथि, तनिका ऊपर केवल सृष्टिकर्ता सएह छथि ।

साति (अव०)-शास्ति (सं०)=शासन, दण्ड । भव्व-भव्य=कल्याण, नीक । करतार (फा०)-कर्ता (सं०)-खुदा ।। ५६ ।।

अहो अहो आश्चर्य थिक । ताहि द्वारप्रकोष्ठक चमकैत तलवार, द्वारपाल, प्रथमद्वार, मध्यमद्वार, तृतीयद्वार, प्रासादद्वार, द्वारगृह (आगूक विस्तृत मैदान), सभागृह, पूजागृह, भोजनालय ओ विलास-भवनक अद्‌भुत चमत्कार कें देखैत सबलोक बाजि उठैत अछि- प्राय: आइ धरि विश्वकर्मा एही काजमे लागल छलाह ।

दारखोल (फा०)-द्वारकक्ष । दबाल (अव०)- दुआल (फा०)= चमकैत तलवार । दरवाल (अव०)-दरवान (फा०)-द्वारपाल । औअलदर (अव०)-अव्वलदर (फा०)-प्रधानद्वार । मेजानदर (अव०)-म्यानदर (फा०)-दोसर द्वार । स्यालदर-तेसर द्वार । खासदर (फ०)- राजाक निजसुखनिवासक द्वार । दारगाह-दरगा-भवनक आगूक प्रांगण । वारगाह (फा०)-सभाभवन । नमाजगह-नमाज पढ़बाक घर । ख्वारगाह (फा०)- भोजनगृह । खुर्रमगाह (फा०)-विलासगृह । इथिहि (अव०)- एही । उत्प्रेक्षा अलंकार ।। ५७ ।।

ओहि राज भवनक ऊपर 'हीरा सँ जटित स्वर्णकलस' शोभित

अछि, जकरा माँथ पर सूर्यक रथमे जोतल घुमैत सात घोड़ाक अट्ठाइसो टाप बाजि उठैत अछि । अतिशयोक्ति अलंकार ।। ५८ ।।

ओहि राजभवन परिसर मे प्रमदवन (विलासयोग्य बगीचा), फुलवाड़ी, बनाओल नदी, खेलएबाक पहाड़, जलधारायुक्त भवन, यन्त्रक पंखा, शृगारलीला हेतु संकेत स्थान, माधवीलतासँ बनल मण्डप, विश्राम करबाक चबूतरा, चित्रक घर, खाटक झूला, फूलक ओछान, प्रदीपक काज करैत माणिक्य, चन्द्रकान्तमणि, चतुस्सम युक्त (चारि सुगन्धित वस्तु मिलल) छोट डबरा एहि सभक असली परिचय चतुर व्यक्तियेकें पूछल जाए । जखन बाहरक हाल एहन तखन अरे बाप ! भीतर महलक बात के जानि सकैछ ?

चतुस्सम (सं०)–चन्दन अगुरु कस्तूरी कुंकुम एहि चारूक समान मात्राक सुगन्धित द्रव्य । पल्वल (सं०)– छोट जलाशय, चभच्चा । सियान (अव०)– सज्ञान (सं०) ।। ५९ ।।

एहि तरहें द्वारप्रकोष्ठक दूर–दूर तक देखलनि । ओतए किछु काल धरि विश्राम कएलनि, शिष्ट (प्रामाणिक) पदाधिकारी सँ अपन परिचय प्रमाणित करओलनि । गुणसँ ओतएक लोककेँ अपना दिस अनुरक्त (अनुरागयुक्त) कएलनि, सब महलक मर्म (रहस्य) बुझलनि, गुणवान् ओ बुद्धिमान् कें पुछलनि, ताहि सँ आशाकें (बादशाह सँ सहायता प्राप्तिकें) पल्लवित कएलनि (बढ़ओलनि), तखन साँझ पड़बा सँ किछु पहिनहि नगरक मध्य एक ब्राह्मणक घरमे वास कएलनि ।

एम (अव०)–एवं (सं०) । दारखोल (फा०)–द्वारप्रकोष्ठ । क्षणमुहूर्त (सं०)–छन भरि, मुहूर्त (४८ मिनट) भरि । उपसन्ध्यम् (सं०) सन्ध्याक समीप । विप्र=ब्राह्मण ।। ६० ।।

राजा कीर्त्ति सिंह प्रस्तुत सन्ध्या समय कें असन्ध्या (सन्ध्या भिन्न मध्यदिन) बनबैत चिरकाल तक पृथ्वीक शासन करथु । सन्ध्याकें असन्ध्या बनएबा मे एतए तीन हेतु देल गेल अछि–

1. सीदित (दुःखमे पड़ल) शत्रुक स्त्रीक मुख रूपी कमलकेँ मलिन देखला सँ मध्याह्न अछि । (कीर्तिसिंहसँ परास्त शत्रुक पत्नीक मुख

मलिन सायंकाल एहि लेल जे रातिमे रहबाक स्थान नहि छैक आ कमलक रुचि दिने मे रहैत छैक आ दुपहरमे रौदसँ मलिन भए जाइत छैक) ।

2. भक्ति सँ कएल गेल सूर्यक लेल परिचित बद्ध अञ्जलिक (अर्घक) प्रदान सँ । अर्थात् ओ सायं सूर्यकें अर्घ देलनि । दोसर अर्थ भेल जे बद्धाञ्जलि (जकर हाथ बान्हल छैक) शत्रुक भक्ति सँ प्रसन्न भए कीर्त्ति सिंह सूर्यक रहैते ओकरा त्यागि देलनि (मुक्त कए देलनि) । तें बद्धाञ्जलिक त्याग कए सन्ध्याकें असन्ध्या बनओलनि ।

3. अन्य (नोकर आदि) द्वारा कृतार्थ (भोजन पाबि चुकल द्विज (पक्षी, सुग्गा)क मुँह मे सन्ध्याकालमे दाना देलनि । दिन पक्ष मे- अन्य (धनी आदि) द्वारा अकृतार्थ (असफल) द्विज (ब्राह्मण) समूहक हाथमे पुष्ट भिक्षा देला सँ सन्ध्याकें असन्ध्या (मध्याह्न) कएलनि । भिक्षुककें दिने मे भिक्षा देल जाइछ ।

प्रत्यर्थिकान्ता- शत्रुपत्नी । 'निकर-कर' मे यमक, द्विज अकृतार्थ-कृतार्थ बद्धाञ्जलिक दू अर्थक कारण श्लेष अलंकार । सन्ध्याकें असन्ध्या कहब विरोधाभास अलंकार ॥ ६१ ॥

**इति श्रीमान् विद्यापति ठाकुरक बनाओल कीर्तिलतामे दोसर पल्लवक पं० शशिनाथझाकृत व्याख्या समाप्त**

# तेसर पल्लव

आब भम्हरी फेर पुछैत अछि–

हे कान्त (प्रिय) ! तोरा द्वारा कहल जाइत ई अमृतरस (कथा) हमर कानमे समाए गेल अछि । हे बुधवर ! कहह, तखन आगूक वृत्तान्त (घटना) फेर कहह ।

अमिञ (अव०)- अमृत (सं० । वित्तन्त (अव०)- वृत्तान्त (सं०) ।। १ ।।

भम्हरा कहैत छैक–

राति वितल, भोर भेल । सूर्य अन्धकारकेँ दूर कएलनि । कमलवन मे भौंरा हँसल । आँखि नीन कें छोड़लक, राजा कीर्तिसिंह मुँह पखारलनि । जाए वजीरक (मन्त्रीक) आराधना (प्रार्थना) कएलनि, सब काज कहलनि । किएक तँ जँ प्रभु (बादशाह) बड़ प्रसन्नो होथि तइयो हुनक शिष्ट (प्रधान विचारक) केर अधीने काज रहैत छैक ।

रअणि (अव०)- रजनि (सं०)=राति । पच्चूस (अव०)- प्रत्यूष (सं०)= अहल भोर । इन्द (अव०)- इन (सं०)=सूर्य । इन्दक स्थान मे पं० गोविन्द झा 'भिङ्ग' पाठ देने छथि, तदनुसार 'कमलवनमे भौंरा हँसल'-ई अर्थ भेल । उज्जीर (अव०)-वजीर (फा०)=मन्त्री । सिट्ठाअत (अव०)- शिष्टायत्त (सं०)- राजासँ सम्मानित विचारीक अधीन, शिष्ट+आयत्त । अर्थान्तरन्यास अलंकार ।। २ ।।

तखने मन्त्री प्रस्ताव कएलनि आ बादशाह कीर्तिसिंह कें बजओलनि । राजा कीर्तिसिंह बादशाह केँ देखलनि, शुभ मुहूर्त मे सुखपूर्वक भेंट कएलनि । उत्तम घोड़ा ओ वस्त्र प्राप्त कएलनि, हृदयक दुःख ओ वैराग्यकें

मेटओलनि । संसारक अधिपति सुप्रसन्न भेलाह, कुशलमय बात पुछलथिन। वारम्वार प्रणाम कए कीर्तिसिंह वार्ता (तिरहुतक समाचार) कहए लगलाह।

पातिसाह (अव०)- पात्साह (फा०)- राजा, 'पात्साहो नृपे प्रोक्तः' -पारसीकप्रकाश । गोचरिअ (अव०)- देखलनि । खोदालम्ब (अव०)- खुदालम्ब (फा०)=संसारक शासक । वत्त=वार्ता । वृत्त-वृत्तान्त ।। ३ ।।

आइ उत्सव अछि आ आइये कल्यणो भेल । आइ सुदिन ओ सुमुहूर्त भेल । आइ हमर माए हमरा पुत्र रूपमे जन्म देलनि अछि, अर्थात् जन्म देब सार्थक भेलनि अछि । आइ हमर पुरुषार्थ (जीवनक लक्ष्य) पूर्ण भेल अछि, हम बादशाहक चरणवस्त्र पओलहुँ अछि । परन्तु एकहि बेर दू टा अकुशल अछि- पहिल ई जे अहाँक प्रताप घटि गेल आ दोसर ई जे हमर पिता गणेश राए दोसर लोक स्वर्ग गेलाह ।

वेविहि (अव०)-द्वे एव (सं०)- दुइये टा । अवर (सं०)-न्यून । सग्ग (अव०)-स्वर्ग (सं०) ।। ४ ।।

राजाक आदेश भेल जे ओ के थिक जे तिरहुत कें साधि लेलक (दखल कएलक) ? कीर्तिसिंह बजलाह- डरेँ ई कथा केओ नहि कहैत अछि । बात ई अछि जे एतए अहाँ शासन करैत छी आ ओतए असलान ।

फरमान (फा०)= आज्ञा । साहि-साधित ।। ५ ।।

पहिने अहाँक आज्ञा केँ टारि देलक । तखन गणेश राएक वध कएलक । उवेह सम्पूर्ण विहार कें अपन अधीन कएल लेलक । ओकरा चलैत काल चामर डोलाओल जाइत छैक । ओ छत्र धारण कए तिरहुत मे कर उगाहैत (ओसूलैत) अछि । तखनहुँ अहाँकेँ क्रोध नहि होइछ । तखन त असलान तुर्क ओतए राज्य करओ । एहना स्थितिमे आब अपने आइ अपन अभिमानक त्याग कएल जाओ ।

पढम (अव०)- प्रथम (सं०) । सएर (अव०)- सकल (सं०)- सगर (मै०) । जलाञ्जलि=आँजुर भरि जल लए प्रेतकें देल जाइछ, तहि कालसँ ओकरा सँ कोनो सम्पर्क नहि ।। ६ ।।

दू राजा वाली पृथ्वी आ दू नायक (पुरुष) वाली नारी, ई दुनू ओहि दुनूक (राजा आ नायकक) भार नहि सहि पबैछ आ ओहि दुनू मे अवश्य मारि करबैछ । दीपक अलंकार ।

बे (अव०)–द्वे (सं०)=दू । बेण्णा (अव०)–द्विनृका (सं०)– दू पुरुषवाली (वे=दू, ना=नर) । बेबि (अव०)– द्वे अपि (सं०)=दुनूक ।। ७ ।।

संसार भरि अहाँक प्रताप जागि रहल अछि । अहाँ खड्ग सँ शत्रुक दलन कएल । अहाँक सेवा करए सब राजा अबैत छथि । अहाँ दान सँ पृथ्वीकेँ भरि देलहुँ । अहाँक यशकें सब लोक गबैत अछि । एतेक प्रताप रहलो पर यदि शत्रुक नाम सुनि कए अहाँकें असह्य नहि लागए त आन बेचारा की करए ? वीरत्व त अपन जगह पर पड़ले रहि जाएत ।

होसउ=होएत । असहना=असहनीय । रिउ–रिपु=शत्रु । इअर=इतर=आन । वापुर (अव०)–व्यापृत (सं०)–असहाय (एकसर) काजमे लागल । वीरत्तण (प्रा०)–वीरत्व (सं०)=वीरता ।। ८ ।।

एना सुनिकए सुलतान कुपित भेलाह । हुनक दुनू बाँहि रोमांचित भए गेल (रोइयाँ ठाढ़ भए गेल), दुनू भौंहक तनला सँ गेंठ पड़ि गेल, बिम्बक समान (पाकल तिलकोड़क फड़ सन) ठोर फड़कए लागल, आँखि लाल कमलक शोभाकेँ धारण कएलक (क्रोधें आँखि लाल भए गेल) । तखने खान (दलपति) एवं उमरा (अमीर) सब कें फरमान (आदेश) भेटल जे सब अपन–अपन साँठ–माँठ (सुसज्जित) कए तैयार होउ आ तिरहुत देशक लेल प्रस्थान करै जाउ ।

कोकनद (सं०)–लाल कमल । खान (फा०)– बहुतो यवनक मालिक । उमरा (फा०)–धनिक । साँठ (मै०)–सज्जित । उपमा एवं रूपक अलंकार ।। ९ ।।

सुलतान गरमएलाह त दरबार मे खलबली मचि गेल । नोकर–चाकर ओ परिवारक लोक सब चलए लागल, जकर पएरक भारसँ धरती धसमसाए लागल । सम्पूर्ण भूमण्डल तप्त भए गेल, सभक मनमे सबसँ शंका होमए लागल । वायु प्रचण्ड वेग सँ बहए लागल जेना लंका नगरी जरि रहल

हो वा उजड़ि रहल हो । दीवान, अर्दगर, गद्दवर ओ कुरवक अधिकारी गण राजाकें अदब (सलाम) कए बैसि गेल, जेना एखनहि सबदिस सँ दौड़ि कए असलान कें पकड़ि आनि देत ।

तपत (मै०)-तप्त (सं०)=धिपल । रोल (अव०)-घोल (मै०) । तात (अव०)-तप्त (सं०) । उज्जल = ऊपर मुहें जरब अथवा उजड़ब । दीवान (सलाहकार), अर्दगर (दण्डाधिकारी) । गर्दावर (भूमिनिरीक्षक), कोरबेग (अस्त्रक अधिकारी) । अतिशयोक्ति, उत्प्रेक्षा अलंकार ।। १० ।।

ताहि सँ दुनू सहोदर भाइ आनन्दित भेलाह । श्रेष्ठ राजा कीर्तिसिंह बादशाहक प्रसाद (प्रसन्नता, कृपा) लए बाहरो आबि गेलाह । एही बीच किछु अधलाह समाचार सुलतान पओलनि । आ कि जे सेना पूब दिस सज्जित भेल छल से पच्छिम दिस विदा भेल । (कीर्तिसिंह कें) आन काज करैत आन काज भए गेलनि । विधाताक चरित्र (क्रियाकलाप) कें के जानि सकैछ ?

तात्पर्य ई जे कीर्तिसिंह अपन राज्यक शत्रु पर चढ़ाइक व्यवस्था कए लेलनि, मुदा ओ चढ़ाइ दोसर दिस भए गेल । सुलतानक पश्चिम सीमा पर ताही काल उपद्रवक समाचार अएलनि आ से तैयार भेल सेना ओम्हरहि चल गेल । कीर्तिसिंहक काज बिगड़ि गेलनि । आनक आन भए गेल' तथा 'विधिक चरित के जान' मैथिलीक लोकोक्ति थिक ।

बेबि (अव०)- द्वे अपि (सं०)-दुनू । पसाअ (अव०)- प्रसाद (सं०)- कृपा । एत्त्थन्तर (अव०)- एही बीच ।। ११ ।।

ताही खन ओ राजा कीर्तिसिंह चिन्ता करए लगलाह जे सबटा हमर लज्जा भेल । कालक (अवसरक) चुकल काज की परिश्रमोसँ फेर सिद्ध भए सकैछ ? अर्थात् नहि ।। १२ ।।

तेहना प्रसंगमे चिन्ताक भार सँ झुकल राजा कीर्तिसिंहक मुख कमल कें देखि महायुवराज श्रीमान् वीरसिंहदेव अपन मन्त्रणा (परामर्श) कहलनि- एहनो स्थितिमे गुणवान् व्यक्ति दुःखक गणना नहि करैत छथि (परवाहि नहि करैत छथि) ।। १३ ।।

राजाक घर मे लोकक काज दु:खे सँ सिद्ध होइत छैक । तें उद्वेग (उद्विग्नता, व्याकुलता) नहि कएल जाओ, मित्र कें पूछि सन्देहकें दूर कएल जाओ । प्रयासक फल भाग्यक अधीन होइछ, तें पुरुषकर्म (पौरुष) मे साहस कएल जाओ । जँ साहस कएलहुँ पर सिद्धि नहि हो तँ ताहि लेल किएक झँखैत छी (सन्ताप करैत छी), होनी त होएबे करत, तखन वीर पुरुष उत्साह करैत छथि । दैवह (अव०)- दैवस्य (सं०)-दैवक, भाग्यक । आयत्त (सं०)-अधीन । झंख (देशी शब्द)-सन्ताप । पइ (अव०)-प्रति (सं०) ।। १४ ।।

अथवा- ओ (बादशाह) बुद्धिमान् आ अहाँ गुणवान्, ओ धर्मयुक्त आ अहाँ शुद्ध, ओ सदय आ अहाँ राज्यच्युत (राज्य सँ बेदखल), ओ विजयक इच्छावला आ अहाँ वीर, ओ राजा आ अहाँ राज्यमर्मज्ञ, ओ पृथ्वीपति सुलतान आ अहाँ राजकुमार थिकहुँ । एहि तरहें दुनूमे घनिष्ठ सम्बन्ध रहलें एकचित्त सँ यदि अहाँ हुनक सेवा करब त प्रतिकार अवश्य होएत ।। १५ ।।

एही बीच फेरो घोल पड़ल । सेनाक संख्या के जानि सकैछ ? सुलतानक तख्तान (सिंहासन) जखन चलि पड़ल त पृथ्वी कमलिनीक पात जकाँ थरथरा कए चलए लागल ।। १६ ।।

जखन सुलतान इब्राहिम साहक तख्तान चलि पड़ल त पृथ्वीक आधार कूर्म (काछु) बाजल-हे धरणी ! सुनू, अहाँक धारण करबाक (उघबाक) बल हमरा नहि रहल' । तखन पहाड़ टरए (उपर सँ टुटए) लागल आ पृथ्वी पर खसए लागल । पृथ्वीकें अपन फणा पर रखनिहार नागक फणा काँपए लागल । सूर्यक रथ आकाशमार्ग मे धूरा भरि गेला सँ झँपाए गेल ।

तकतान (अव०)-तख्तेराँ (फा०)- यात्रा मे संग चलएवाला सिंहासन । सुरुतान (अव०)- सुलतान (फा०)-सुरत्राण, बनौआ संस्कृत । इमराहिमो (अव०)- इब्राहिम (फा०) । अतिशयोक्ति अलंकार ।। १७ ।।

सैकड़ो मृदंग कतेको बेर बाजए लागल, रणवाद्य सब जोर-जोर सँ फुकाए लागल । प्रलयकालक मेघ वज्रक शब्द (स्वन) करए लागल जाहि

सँ शत्रुक बल (सेना) नुकाए लागल । लाखो तुर्क हर्ष सँ हँसए आ घोड़ा कें भीड़मे धसाबए लागल, मान धरैत तरुआरि निकालि मारि करए लागल ।। १८ ।।

जखने हाथी चलए तखन ओकर मदजल (भट्ठी) चुअए लागए आ ताहि पर लोकक पएर पिछड़ए लागल । शत्रुक घर मे डर उत्पन्न भए गेल आ ओकरा सबकें कपार धुनैत नीन नहि होइ । खड्ग लए गर्व कए जखन तुर्क सेना लड़ए लागल त सम्पूर्ण स्वर्गो शंका मे पड़ि मुर्झाए गेल ।। १९ ।।

पैदल सैनिक पएरक भार (दबाब) सँ जलकेँ सोखि (सुखाकए) स्थल बना देलक, ई जानि सम्पूर्ण संसारकें निश्चय शंका (अथवा भय) उतपन्न भेल । केओ सैनिक ओतए शत्रुकें पकड़ि बान्हि बादशाहक पएर तर राखि देलक आ केओ शत्रुक नारीक हाथ अपना हाथमे थामि लेलक ।

पलि (अव०)-पड़ि (मै०)=पड़ि कए । धुअ-ध्रुव-निश्चय । अप्पु (अव०)- अपन ।। २० ।।

चारू दिसाक भीतर, द्वीप एवं दिगन्तर (विपरीत दिशा अथवा दिशाक कोण) मे बादशाह दिग्विजय करबाक लेल घूमि रहल छथि । ओ दुर्गम स्थान केँ झकझोड़ैत कर (राजस्व) चाहैत वैरीक दलकेँ यमराज बनि मारैत छथि ।

चौदीसा-चतुर्दिशा । अन्तर-भीतर । दीप (अव०)-द्वीप (सं०) । दिगन्तर (सं०)- अन्या दिक्=दिगन्तरम्=दोसर दिस अथवा दिशोः अन्तरम्=दू दिशाक मध्यमे । दुग्गम (अव०)- दुर्गम (सं०) । वेरिसत्थ (अव०)- वैरिसार्थ (सं०)=वैरीक दल । संहणइ (अव०)=संहन्ति (सं०)=संहार करैत अछि । जम=यमराज ।। २१ ।।

इब्राहिम साह आन देशकें अपन अधिकारमे लए लेलनि, बड़का-बड़का पहाड़ एवं नगर कें जरा देलनि, समुद्रकेँ अपन राज्यक सीमा बनाए लेलनि, समुद्रकें पार कए शत्रुकें मारलनि, शत्रुकें सर्वस्व दण्ड करओलनि, ओकर घोड़ा लए ओकरा पएरहि रास्ता धरा देलनि तथापि यदि

ओ शत्रु आगू एक ठाम उबरए (बचि कए निकलि जाए) त दस ठाम घूसा खाइत छल। (सिपाही ओकरा घूसा मारैत छलैक)। एहि तरहें इब्राहिम साहक प्रयाण (युद्धयात्रा) कें पृथ्वी पर के राजा सहि सकैत (अड़ि सकैत) छथि ? ओहि राजा कें त पहाड़ ओ सागरक पारो भेला पर उबार (बचबाक उपाय) नहि छनि। तें ओ रैयत (करदाता) बनल जिबैत रहैत छथि।

बन्दीकरिअ-बन्धीकृत:=अपन राज्यक संग बान्हि (जोड़ि) लेलनि। पारक्य (सं०)=शत्रु। सरबस=सर्वस्व=सकल सम्पत्ति। डाँडिअ (मै०)=दण्डित करिअ। घोल-घोड़=घोड़ा। पञेड़ा (अव०)-पन्था: (सं०)-पेड़ा (मै०)= एक पेड़िया रास्ता। उब्बरिअ=उबरब=बाँचि निकलब। धाड़े (अव०)-धल (मै०)=घूसा। पुहुबि (अव०)-पृथ्वी (सं०)। कमन (अव०)-कवन= कौन=कोन (मै०)। उवार (अव०)- उद्वार (सं०)=उगरब (बचब)॥ २२॥

लोक रैयत बनिकए जतए जाइत छल ओतए खढ़ो तक नहि छूबि सकैत छल। छोटो काज (अपराध) पर बड़का शासन (दण्ड) भेटैत छलैक। ओहि सेना मे लम्पट एवं चापलूसक राज (चलती) छलैक। 'एकओ खढ़ नहि छुअब' मैथिली लोकोक्ति, तात्पर्य 'किछु नहि लए सकब'। साति (प्रा०मै०)-शास्ति (सं०)- शासन, दण्ड। कटक (सं०)=सैन्यदल। लटक=स्वार्थसिद्धि हेतु दलक पाछू लगनिहार। पटक=पटदए (तुरत) अनुकूल उत्तर देनिहार। राज (मै०)- राज्य॥ २३॥

नेताक (हाकिमक) हाथें (द्वारा) चोरकें घुड़ा देल जाइ छल (छोड़ि देल जाइ छल) आ दोष दोसराक माँथ पर फेकि देल जाइ छल॥ २४॥

ओतए सेरक हिसाबें (एक आना मे एक सेर) पानि कीनि कए आनल जाइत छल आ सेहो पीबए खन कपड़ा सँ छानए पड़ैत छल। एक सए पानक मूल्य सोनाक एक टाका लगैत छल। चाननक लकड़ीक दाम मे जारनि बिकाइत छल॥ २५॥

बहुत कौड़ी देला पर थोड़ खुद्दी भेटैत छल। घीक बेचाँ (मूल्य) देला पर घोड़ (तक्र) दैत छलैक। कड़ू तेल देहमे लगाओल जाइत छल (जे खएबाक छल, लगएबाक नहि), दासी आ बड़द समान दाममे पाओल जाए लागल।

कनिक (अव०)- कणिका (सं०)- टूटल अन्न, कणा । बेचाँ (मै०)=बिक्रय मूल्यक वस्तु (अन्न आदि), जेना चूनवाली केँ चूनक बेचा धान देल जाइ छलै । दाम लैत छलैक घीक आ दैत छलैक घोर । घोड़ (मै०)-तक्र, घोरमट्ठा । बाँदी (फा०)- दासी । सञोघ (अव०)- समर्घ (सं०)=समान मूल्य ।। २६ ।।

एहि तरहें कीर्ति सिंह सदल बल बहुत दूर पश्चिम दिशाक अन्त तक चल गेलाह । युद्धमे बहुत साहस कएलनि, बहुत ठाम फल-मूल खएलनि, तुर्कक संग रहैत बहुत कष्टसँ अपन आचारक रक्षा कएलनि । हुनक बटखर्चाक धन निघटि गेल, देह दुब्बर भए गेल, वस्त्र पुरान भए गेलनि, (किन्तु ई सब देखितहुँ) सुलतान हिनक सुधि नहि लेलनि, किएक त यवन (तुर्क) स्वभावहि सँ निर्दय होइत अछि । तुल्ययोगिता अलंकार ।

आचार=कुलकरीतिक आचरण । संबर (अव०)- संबल (सं०)= वटखर्चा, पाथेय । अम्बर (सं०)-वस्त्र । निवरल (अव०)-निवृतः (सं०)- निघटल, सधल ।। २७ ।।

धन सँ हीन वाणिज्य (बनियौटी, व्यापार) नहि होइछ । ने त विदेशमे ऋण भेटैछ आ ने मानक धनी (बहुत माननीय व्यक्ति) भीख माँगि सकैत छथि । राजकुलमे उत्पत्ति (जन्म) छनि तें दीनवचन मुँह पर नहि अबैत छनि । सेवा कएल स्वामी (मालिक) यदि सेवकक भरण-पोषण नहि करथि, भाग्य जँ आशा नहि पुराबए, आह ! तखन त महान् व्यक्तिओ की करए ? गण्डाक गण्डा (चारि चारि) दिन उपासक (भूखल रहबाक) गणना करैत रहथु ।

वाणिज्य=पूजी लगाए ओहि सँ नफा कमाएब । महत्तर (सं०)- अधिक महान् । गण्डञे (मै०)-गण्डाक द्वारा, गण्डा-चारि गनल वस्तु विशेषतः केरा । वअन (प्रा०) = वचन, दोसर वअन=वदन । उपास (मै०)-उपवास (सं०)=व्रत, भूखक दुःख सहब ।। उल्लेख अलंकार ।। २८ ।।

एहि दुःखक अवस्थामे प्रिय व्यक्तिओ सुधि नहि लैत छैक आ मित्रो पुछारी नहि करैत छैक । भोजन नहि जुटैत छनि, नोकर भूखें छटपटाए वा दग्ध (पिताँठ) भए भागि जाइत छनि, घोड़ा घास नहि पबैत छनि,

दिन-दिन अत्यन्त दु:ख बढ़ि रहल छनि । तखनो अखौरी श्रीकेशव कायथ आ सन्नगहि (सेनापति) सोमेश्वर हुनक सेवासँ नहि चुकैत छथि, दु:खक अवस्थाकेँ सहि हुनका लग रहैत छथि ।

संपजइ (अव०)-सम्पद्यते (सं०)-उपलब्ध होइत छनि । डड्ढिअ= दग्ध भए (जरिकए) । अक्खउरि (अव०)-अखौरी, सम्प्रति प्रचलित कायस्थक उपनाम । सन्नगहि-सैन्यग्राहक वा सान्धिविग्रहिक ।। २९ ।।

बुद्धिमान् व्यक्ति बनियाँ होइत छथि, धर्म रूपी हाट पर नोकर ओ मित्र रूपी सोना केँ पसारैत छथि आ विपत्तिकाल कसौटी थिक । (ताहि काल जे नोकर वा मित्र सङ देलनि से ओहि कसौटी पर शुद्ध भेलाह आ तनिक बड़ मोल होइछ ।) माला रूपक अलंकार ।। ३० ।।

ताहि तरहक परमकष्टक चरम सीमाक प्रसंग मे दुनू सहोदर (वीर ओ कीर्ति) मिलिकए अपन लाजक (प्रतिष्ठाक) चिन्ता करए लगलाह, आचारक रक्षा, गुणक परीक्षा, हरिश्चन्द्रक कथा, नलक व्यवस्था, रामचन्द्रक रीतिक अनुसरण करए लगलाह । दानक प्रीति, आत्मीय व्यक्तिक धनक ग्रहण आ साहस सँ उत्साह कए अकर्तव्य कार्य कें रोकलनि, बलि कर्ण आ दधीचि एहि तीनू महादानीक प्रतिस्पर्धा साधित करए लगलाह (यथाशक्ति खूब दान कएलनि) ।

समाज (प्रा०मै०)- लग, 'पहुक समाज'-पतिक लग । निअञेक (अव०)- निजहिक । पतिग्गह (अव०)-प्रतिग्रह (सं०)- दान वा पैंच लेब । अकृत्य-अनुचित कार्य ।। ३१ ।।

ताही खन राजप्रवर कीर्तिसिंह एकमात्र इयेह सोचए लगलाह कि हमरा सभक एतेक दु:ख सुनि कए हमर माए कोना जीवि सकतीह ।।

अम्हह-हमरा सभक । किमि-कोना ! जिव्विह-जिउतीह ।। ३२ ।।

परन्तु ओ आश्वस्त होइ छथि जे ओतए (तिरहुतमे) बुद्धिमान् मन्त्री सभ तिरहुतक भार टेकए वाला स्तम्भ (खाम्ह) स्वरूप विद्यमान छथि । ओ सभ हमर माए केँ अपन हाथक आश्रय (सहारा) देताह ।

विअक्खण (अव०)– विचक्षण (सं०)–बुद्धिमान् । 'हत्थ अवलम्ब' संरक्षण, धैर्य ।। ३३ ।।

ओतए मन्त्री आनन्द खान छथि जे सन्धि–भेद आ विग्रहो कें जनैत छथि । अत्यन्त पवित्र मित्र श्रीराजहंस छथि जे हमर काजक लेल अपन सब किछुक (सब धनक) उपेक्षा करैत छथि । सन्धि शत्रुसँ मेल । विग्रह–युद्ध । भेद–शत्रुक पक्षक योद्धा सबमे परस्पर मतभेद कराएब । उपेक्खइ (अव०)– उपेक्षा करब, बोहाइत धनक संरक्षण नहि कए ओहि सँ हटि जाएब । ।। ३४ ।।

हमर सहोदर श्री राजसिंह छथि जे युद्धक पराक्रममे रुष्ट (खिसिआएल) सिंह थिकाह । गुणसँ भारी मन्त्री गोविन्ददत्त छथि तनिक वंशक बड़ाइ कतेक कहू ? ।। ३५ ।।

ओ शिवक भक्त हरदत्त नामक छथि जेना संग्रामकार्यमे परशुराम होथि । धर्माधिकारी हरिहर केँ देखैत छी (नजरि पर अबैत छथि), जनिका प्रणाम कएला सँ चारू पुरुषार्थ (धर्म, अर्थ, काम, मोक्ष) प्राप्त होइत छैक ।

पण्णति (अव०)–प्रणति (सं०)– प्रणाम । पुरिसत्थ–पुरुषार्थ । उत्प्रेक्षा अलंकार ।। ३६ ।।

नीतिक मार्ग मे चतुर भवेश ओझा छथि जनिक मनमे पापक लेशो नहि लगैत छनि आओर परम ज्ञानी न्यायसिंह राउत छथि जे संग्रामकार्य मे अर्जुनक समान छथि ।

नअमग्ग (अव०)–नयमार्ग (सं०)–नीतिक बाट । कलुस–कलुष= पाप । लेश=अल्प, कम । अरु (अव०)–अवर (सं०)–अओर (मै०) । उपमा अलंकार ।। ३७ ।।

हुनका सभक आश्वासन (धैर्यप्रदान) सँ निश्चित हमर माए शोक नहि करतीह । हुनका घरमे विपत्ति नहि अबैत छनि , जनिका पर लोक अनुरक्त (अनुराग भरल) होइत छनि । अर्थान्तरन्यास अलंकार ।। ३८ ।।

लग जा कए वा आग्रह पूर्वक सुलतानकें कहैत छी जे चोट्टे (विन रुकनहि झटदए) उपाय कएल जाए । कियेक त विनु कहनहि

जनिका सेवकक काज मन पड़नि से राजा आब कतए भेटि सकैत छथि ? कतहु नहि । अर्थान्तरन्यास ओ अर्थापत्ति अलंकार । चापि (उड़िया)–समीप जाए, (प्रा०मै०)– आग्रह कए, दबाव दए । चोट्टे (मै०)–झटिति (सं०)– झट दए ।। ३९ ।।

जे साहस कए रण मे उछलि पड़लाह । जे आगिमे धसलाह, जे सिंहक केसर पकड़लनि, जे सापक फणा धएलनि, जे तमसाएल यमराजक भयकेँ सहलनि सएह दुनू सहोदर वीरसिंह ओ कीर्तिसिंह सुलतानक दर्शन कएलनि । किएक त तावते धरि जीवनक (प्राणरक्षाक) प्रति स्नेह रहैत छैक यावत् तक मान नहि जगैत छैक । (जखन मान–सम्मान पर ठेस पहुँचैत छैक आ ओहि व्यक्तिक मनमे मानक रक्षाक भाव जागि जाइत छैक । तखन ओ मानरक्षाक लेल प्राणक परवाहि नहि करैछ । क्रूर शक्तिशाली असलानक विरुद्ध आगू बढ़ब एवं सुलतान तक पहुँचब एहेन असम्भव काज थिक जेहन आगि मे कूदब आदि) । निदर्शना, काव्यलिङ्ग एवं अर्थान्तरन्यास अलंकार । झम्प (सं०)– झाँपब, धड़ाक दए कूदब–'सम्पातपतन' जटाधर कोष । धस (मै०)– नीचा प्रवेश करब । गोचर (सं०)– दृष्टिगत; (मै०) विनती, निवेदन । ।। ४० ।।

एहना अवसर मे परम कष्ट सँ अपन राजोचित साजसज्जाक विना, कटुतारहित कोमल रूपमे महाराजाधिराज श्रीमत्कीर्तिसिंह केँ देखि सुलतानक मनमे दया भरि गेलनि । राजा कीर्तिसिंह पातिसाह सँ निवेदन कएलनि ।। ४१ ।।

हम राज्य ओ परिवार छोड़ि आएल छी । पिताक वध सँ उत्पन्न वैरक कारण ईर्ष्या सँ भरल परम कष्ट सँ एतए परदेश अएलहुँ अछि, किन्तु एतए हमरा लोक सब कहैत अछि जे आइ धरि हम किछु नहि पाबि सकलहुँ । दुःख छोड़ि हम की कहू । आब ई राजकुमार (हम) की करए ? अपनेक मुख बदलल नहि (अपने किछुओ कृपा नहि कएल), एहिमे सबटा दोष हमरे थिक ।। ४२ ।।

यदि प्राकृत जन (अनुयायी प्रजा वा सेवक) अपन पक्षक (राजकीय दलक) सेवा नहि करए, राजा अपन अङ्गक (सहायकक) रक्षा नहि करथि

आ सुजन व्यक्ति स्पष्ट यथार्थ नहि बाजथि त धर्मक मन्त्रणा करएवाला कतए जाथु ? पक्ख-पक्ष (अपन दल) । पाउआ (अव०)-प्राकृत (सं०)-प्रजा । राओ (अव०)-राजा । फूर (अव०)-स्फुट (सं०)-स्पष्ट । सुअण-सुजन । तुल्ययोगिता अलंकार ।। ४३ ।।

तखन फेर सुलतान पलटलाह (पश्चिम मुँहें जे जाइ छलाह से पूब तिरहुतमुहें विदा भेलाह) । पुनः विधाता (भाग्य) प्रसन्न भेल, फेरो दुःख एवं दरिद्रता खण्डित भेल । सेनाक प्रस्थान तिरहुत दिस भेल । राजा कीर्ति सिंहक मुँह उत्साह सँ मण्डित भेल । हुनक साहसरूपी कल्पवृक्ष फलित भेल । बादशाहक कृपापूर्ण फरमान (राजादेश) भेल । तनिका लेल पृथ्वी पर की अशक्य (नहि करबा योग्य) अछि जनिका पर सुलतान प्रसन्न होथि ।। पलट्टिअ-घुरलाह । पुनबि (अव०)-पुनरपि (सं०) । कटकाञी (अव०)-सैन्य प्रयाण । वअण-वदन-मुँह । सानुग्गह (अव०)- सानुग्रह (सं०)-अनुग्रह (कृपा) सहित । फरमान (फा०)-राजाक आदेश । पुहुवी (अव०)-पृथ्वी (सं०)-धरती । असक्क-कए सकबा जोग नहि । 'साहस कल्पतरु' मे रूपक, 'असक्क की' मे अर्थापत्ति अलंकार ।। ४४ ।।

शत्रुमण्डलीक युद्धाभिमान कें नष्ट करएवला जे बल ताहिसँ, संसारक सब दिस पसरल कुमुद ओ कुन्द फूलक समान यश सँ, तथा चञ्चल चामर सँ युक्त हाथी-घोड़ा रूपी रङ्गमञ्च पर स्थित लक्ष्मी सँ सदा साहसकेँ सफल सिद्ध कएनिहार राजा कीर्तिसिंह विजयकें प्राप्त कए रहल छथि । उपमा, रूपक एवं यमक अलंकार ।। ४५ ।।

**इति श्रीविद्यापतिक विरचित कीर्तिलताक विद्यावाचस्पति डॉ० शशिनाथ-झाकृत प्रबोधिनी व्याख्यामे तेसर पल्लव समाप्त**

# चारिम पल्लव

आब भम्हरी फेरो पुछैत अछि–

हे प्रिय ! हमरा कहू-कहू, सत्य बात कहू जे कोन तरहें सेना चलल ? कोना-कोना कए तिरहुत पवित्र भेल आ तखन असलान तुर्क की कएलक ? ।। १ ।।

भम्हरा कहैत अछि–

कीर्तिसिंहक गुण हम कहैत छी । हे प्रिये ! एहि दिस कान दिअ आ सुनू- विना जनबल सँ, विना धनसँ आ विना झगड़ा सँ जे कीर्तिसिंह सुलतानकेँ तिरहुत विजय हेतु चला देलनि (तनिक चरित सुनू) ।

हञो (प्रा०मै०)- हम । अप्पहि-अर्पित करू । द्वन्द्व (संस्कृत)-दन्द (अव०, प्रा०मै०)- धन्ध (अव०)-संघर्ष । विभावना अलंकार ।। २ ।।

दुनू कुमार (वीरसिंह एवं कीर्तिसिंह गौरवशाली (महान्) छथि आ मलिक असलान सेहो महान् छथि, जनिका (कुमारक) चलओलासँ जकरा (असलानक) प्रति सुलतान अपनहि चलि पड़लाह । यथासंख्य अलंकार । गरुअ (अव०)- गुरुक (सं०)- भारी, गौरवशाली । मलिक (फा०)-मालिक, अधिपति ।। ३ ।।

सुलतानक आदेशसँ पूरा सैनिक दलमे घोल पड़ि गेल, काजी ख्वाजा मख्दूम चलि पड़लाह । 'कतए चली' तकर घोषणापत्र निकलल, लगभग लाख पैदल सैनिकक शब्द बाहरमे पड़ए लागल । बाजा बाजल, सेना साजल गेल । हाथी घोड़ा पैदल सेनाक जमघट लागि गेल । सबकें बाहर कए द्वारक मैदानमे दए देल गेल ।

सगरो (मै०)-सकलेऽपि (सं०)- सबहु । हसम (फा०)- अनुयायी दल, युद्धमे संग भेनिहार । रोल (अव०)- घोल (मै०) । कादी (अव०)-काजी (फा०)-उच्च अधिकारी । ख्वाजा (फा०)- खोजा (अव०)-धर्मक अधिकारी । मख्दूम (फा०)- धर्मप्रवचनकर्ता । लरू (अव०)-

व्यवस्थित रूपें चलब, 'लल विलासे' संस्कृत धातु । खोदाबरद (फा०)-खोधवेध (मै०)=जिज्ञासा । खत (फा०)-घोषणा पत्र । पएदा (अव०)- प्यादा (फा०)-पैदल सैनिक । पदाति (सं०)- पैदल सैनिक । दहलेज (फा०)- मुख्यद्वारक सामनेक विशाल मैदान ।। ४ ।।

'सज्जित होअह, सज्जित होअह' केर घोल (हल्ला) पड़ल । सेनाक ने त गनती आ ने मिति (नाप) छल । राए कीर्तिसिंहक मनोरथ पूर्ण भेल जे सेनाक प्रस्थान तिरहुत दिस भेल ।। इत्ति (अव०)- इयत्ता (सं०)-एतेक संख्या । मिति (सं०)-नापल (एतेक दूर धरि) ।। ५ ।।

सबसँ पहिने हाथीसवार सेना सजाओल गेल, तखन रथ आ जीन कसल घोड़ा तैयार कएल गेल । पैदल सेनाक झुण्डकें के गनए ? ओ त अनन्त छल । एहि तरहें चतुरंगिणी सेना (हाथी, रथ, घोड़ा, पैदल) चलि पड़ल ।

बल (सं०)- सेना । रह (अव०)-रथ । तोरि=तुलित कए, युक्त कए । पाइक चक्क (अव०)- पदातिचक्र (सं०)- पैदल सैन्य दल । चतुरंग (सं०)-चारि अंग (विभाग) सँ युक्त सेना ।। ६ ।।

मदमत्त हाथी लगातार सतत युद्धमे जा रहल अछि । (एकर अन्त नहि छल ।) ओ सब गाछकेँ भङैत (तोड़ैत) काछ तर चापि (दबाए) दैत, डोर (रस्सा) केँ तोड़ैत, घोल करैत (जोड़ सँ चिकरैत) संग्राम कें टेकैत, भूमिपर स्थित मेघस्वरूप (कारी), अन्हारक अचल ढेर स्वरूप, शरीरधारी गर्व स्वरूप देखबामे सुन्दर, कान चलबैत, पर्वतक समान ऊँच अछि । काछ (मै०)-जाँघक ऊपर सटल कक्ष (घुच्ची) । डोल-डोर-डोरी (रस्सा) । घोल (मै०)- हल्ला, तेज आवाज अथवा घोड़ा । थेघ (अव०, प्रा०मै०)- स्थगित कएनिहार । हाथीक कारी झुण्ड कें मेघ, अन्हारक जमाव, आ गर्वक रूपमे वर्णित कएने माला-रूपक एवं पर्व समानमे उपमा अलंकार अछि । स्वभावोक्ति अलंकार ।। ७-१० ।।

ओ पैघ-पैघ सूँढ सँ मारि कए मनुष्यक मुण्डकें फोड़ि दैत अछि । संभवतः एकरा विधाता विन्ध्याचल पर्वत सँ कारी पाथर चुनि कए गढ़ने छथि, अगस्त्य मुनिक नियमक उल्लंघन रूप दोषकें टारि (उपेक्षा कए) हाथी रूप पर्वतो बढ़ि गेल । दौड़ैत, खुनैत, जान मारि दैत अछि, किन्तु महथवारक

आँकुश (लोहाक बनल नियन्त्रणक अस्त्र) कें ओकर प्रभाव सँ मानि लैत अछि । उत्प्रेक्षा अलंकार । विनध्य पर्वतकें अगस्त्य मुनि बढ़बा सँ मना कएने छलथिन, मुदा हाथीक रूपमे ई विन्ध्य पर्वत ताहि नियमकेँ टारि बढ़ि कए ऊँच भए गेल तकर सम्भावना कएल गेल अछि ।। ११ ।।

घोड़सार मे पदसंचार (पएरक चहल पहल) होबए लागल, घोड़ाकेँ सजाओल गेल (ओहि पर जीन कसल गेल अर्थात् बैसवाक गद्दा लगाओल गेल) । सहीस ओकर पीठकेँ थपथपओलक, से सुनि घोड़ाक अंग रोमाञ्चित भए गेल अर्थात् उत्साहसँ ओकर रोइयाँ ठाढ़ भए गेलैक ।

पाइग्गह (अव०)- पाएगाह (फा०)- घोड़सार, अस्तबल । पल्लान (अव०)- पर्याण (सं०)- घोड़ाक सजावट । थनवार (अव०)-स्थानपाल (सं०)- घोड़ाक घरक व्यवस्थापक, घोड़ाक परिचारक ।। १२ ।।

तेजी ओ ताजी जातिक अनेक घोड़ा सजाए-सजाए आनल गेल, जकर नाम पराक्रमक कारण सब द्वीप मे जानल जाइत छल, अर्थात् अतिप्रसिद्ध छल । ओकर कन्हा विशाल आ सुन्दर बान्ह (शरीरक गठन) छलैक, कान सितुआ सन चमकैत शोभित छलैक । ओ तड़पि कए (कूदि कए) हाथी केँ ऊपर सँ लांघि जाइत छल आ शत्रुक सेनाकेँ क्षुब्ध कए दैत छल ।

बाजि=घोड़ा । तेजी=सिन्धी घोड़ा । ताजी=ताजिक, अरबी घोड़ा । शुक्ति=शीप, सितुआ ।। १३ ।।

ओ घोड़ा शक्तिशाली, शूर (पराक्रमी), पुष्ट छातीवाला, चारू टांग में चक्रचिह्न सँ युक्त, अनन्त काल तक युद्ध करएबाला ओ युद्धक मर्म (दाव-पेंच) जानएवाला छल जे युद्धभूमिमे सवार केँ तारि दैत छल, विजय प्राप्त करबैत छल । नीक जातिक शुद्ध (दोष-रहित), क्षोभक कारण तमसाएल, कान्ह उठाए दौड़ि जाइत अछि । दर्पसँ चूर भए टाप (सक्कत टपाटप आवाज करैत पएर) सँ नीचाँ चोट मारैत अछि जाहि सँ पृथ्वी चूर्ण भए जाइछ ।

ऊर=उरस्=छाती । सामि=स्वामी=घोड़सवार । संगर=युद्धभूमि । खोहें=क्षोभसँ, विपक्षक आक्रमण सँ प्रतिक्रियाक लेल मनक चंचलता सँ । तोरि=तोलि=सन्तुलित कए । विमुद्ध=विमुग्ध=मदान्ध ।। १४ ।।

विपक्षक सेनाकें देखि हिनहिनाए दमसैत अछि । चाबुकक डर सँ दौड़ैत हवाकेँ जीति लैछ, चामर सँ शोभित अछि । चित्र-विचित्र (अनेक तरहक) नाच नित्य करैत अछि । सहीसक राग वाग (टिटकारी) कें जनबामे निपुण अछि ।

दामसे=जोरदार शब्द सँ डरबैत अछि । निसान=निस्वान=एक युद्धवाद्य । सद्‌द=शब्द । भेरी=रणवाद्य । नद्‌द-नर्द=घोरशब्द । खोणि=क्षोणी । तजान=तर्जनी=चाबुक । वात जीत=हवा सँ तेज दौड़ि ओकरा जीति लैत अछि । विचित्त चित्त=अद्भुत । रागवाग=रागवाक्=घोड़ाक बुझवा-योग्य लययुक्त वाणी ।। १५ ।।

एही तरहेँ चुनि-चुनि तेजी ओ ताजी जातिक घोड़ाकेँ पाखर (कवच) सँ सजाए-सजाए लाखो संख्या मे आनल गेल जकर मूल्य सुमेरु पहाड़ो थोड़े होतए ।। १६ ।।

ओकरा प्रत्येक पएर मे नाल ठोकल छल, व्याकुल-व्याकुल मुँह, चमचम करैत आँखि, अत्यन्त दृढ़ बान्हक देह, कड़गर एवं चञ्चल कान्ह छैक, जकर पीठ पर सवार व्यक्ति अपन अहंकार सिद्ध करैत अछि, पहाड़ोकेँ लांघि कए शत्रुकेँ मारैत अछि । जेना अखने शत्रुक कीर्तिरूपी नदीकेँ लांघि पार भेल होअए तकरे जलक सम्पर्क सँ चारू पएर नीक जकाँ धोखारि कए धोअल हो । मुरली, मनोरी, कुण्डली, मण्डली इत्यादि अनेक चालि चलैत केहन लगैत अछि जेना ओकर पएरक तरमे वायुदेव बसैत होथि । कमलक फूलक आकार मे मुँहपाट (कपार पर कपड़ाक पट्‌टी) लागल छैक जेना स्वामीक यशरूपी चानन कपार पर लागल हो ।

कटक=बलय, बलयाकार गोल लोहाक नाल । चांगुरे-चांगुरे=प्रत्येक पाएर में, चंग-दक्ष, निपुण, चांगुर=पक्षी कुकुर विलाड़ि आदिक पएर, सादृश्य सँ एतए घोड़ाक खुर । प्रत्येक एवं अतिशय बुझएबाक हेतु शब्दकें दू बेर कहबाक व्यवहार अछि । वाकुल=व्याकुल, शत्रुकेँ पछाड़बाक हेतु बेचैन । काचल=काचक समान चमकैत । पारक=पारक्य (सं०)=शत्रु । धोखार (मै०)=पानिक चोटसँ थाल आदि धोअब । मुँहपाट=मुखपट्‌ट ।। १७ ।।

ओ घोड़ा सब तेज, वेग सँ चलनिहार, जबान, क्रोधसँ बढ़ल जा रहल छल, सिन्धुनदीक ओहि पार मे जन्म लेने छल, सूर्यक रथ मे बहैत काल जेना ओतए सँ खोलि कए आनल गेल छल, चलबामे बसातो कें पछुआ दैत छल, वेग सँ मनोकें जीति जाइत छल, दौड़धूप करैत टापक चोट सँ माँटिकें धसमसा दैत छल, जाहि सँ पृथ्वी पर वज्र खसबाक गर्जन होइत छल । युद्धक मैदानमे चलए लागल, अनेक तरहक नाच (चक्कर दैत) देहकें नचबैत अछि । शत्रुराजाक लक्ष्मीकें छीनि अपन सबारक आशा पुरबैत अछि ।

तरवाल=तरस्वी=वेगयुक्त । तामस (मै०)-क्रोध । काढ़ल (मै०)-लएकें राखल । घसमसइ-धँसाए मसकाएब । सञो (अव०)-समम् (सं०)-समान । परि (मै०)- जेकाँ, प्रकारक । अछोलि (मै०)-छीनब । उपमा, उत्प्रेक्षा, व्यतिरेक ओ अतिशयोक्ति अलंकार ।। १८ ।।

ताहि घोड़ा पर सुलतान चढ़लाह । ध्वजा जो चामर पसारल (सजाओल) गेल । ओ घोड़ा कतेको तरहें घीचि आनल गेल । यश ओ पराक्रम बड़ पओलक, राजघरक सब दिशाकें जनैत छल । राजामे श्रेष्ठ दुनू सोहदर (कीर्ति ओ वीर) दू गोट घोड़ा प्राप्त कएलनि जकर सब लगमे प्रशंसा करए आ शत्रु दूर जा हारि जाइत छल ।

वित्थरिअ-विस्तृत कएल गेल, विथारल गेल । बेबि=दुनू । राजगुरु=राजा मे श्रेष्ठ । भङ्ग=हारि ।। १९ ।।

तेजी ओ ततारी जातिक घोड़ा चारू दिस धराधरि छूटल, युवक तुर्क ओहि पर सबार भेल । ओकर चाबुकक आबाज तेना होइ छलै जेना बाँस फाड़ै काल फटाक कए उठैछ । ओ घोड़सबार मोजा पर सरमोजा चढ़ाए तरकसकें तीरसँ भरि कसि दैत छल । गर्व सँ भारी दर्प कए धनुषकें तनैत छल । कतेको फौज (पैदल सेना) लगातार निकलि रहल छल, तकरा के गनि सकैछ ? ओकरा सभक पएरक भार सँ वराह ओ शेषनाग गरा मोड़ैत छथि आ कूर्म (काछु) उनटि कए करओट फेरैत छथि। (पुराणक अनुसार पृथ्वीकें वराह भगवान् अपन दाँत पर उठाए ऊँच कएने छलाह, शेषनाग मस्तक पर रखने छथि आ तनिका कच्छप भगवान् पीठ पर रखने

छथि, अर्थात् सब पर पृथ्वीक भार अछि आ पृथ्वी पर जे सेनाक भार पड़ल ताहि सँ ई लोकनि तिलमिलाए उठलाह) ।

मोजा=पएरक वस्त्र । चाप (मै०)= दबाब । सीगिनि=सींगक धनुष । कसीस (फा०)-आकर्षण । गरुअ-भारी । फौद (अव०)-फौज (फा०) ।। २० ।।

करोड़ो धनुषधारी सैनिक दौड़ए लगल, लाखो संख्यामे ढेलवाह चलए लागल । चड़फड़ अंगवाला फलकधारी सब चलल । तरुआरिक नोंकक तरंग चमकए लागल । मंगोल जातिक यवन मत्त भेल ककरो बात नहि बुझैत छल । ओ खुन्दकारक कारण रणमे युद्ध करैत छल । कखनो ओ काँचे मांस खाए लैत छल, कदम्बरीक (मदिराक) रस सँ ओकर आँखि लाल छलैक ।

ढलवाइक-ढेलवाह (मै०) । फलक (सं०)-फर (मै०)= बाणक नोंक । खुन्दकार (फा०)-न्यायाधीश । काँचे माँसु (मै०) ।। २१-२२ ।।

ओ सब आधे दिनमे बीस योजन तक दौड़ जाय, बगल मे काँखतर (झोड़ा मे) लटकल रोटी खाए दिन बिता लेबए, सोँटा केँ काटि (चीरि) धनुष बना लेबए आ घोड़ा पर चढ़ि दौड़ि कए पहाड़ पर चढ़ि जाए । गाय आ ब्राह्मणोक वध केँ दोष नहि मानए आ शत्रुक नगरक नारीकें बन्दी बनाए आनि लेबए, युवक तुर्कक बोल सँ सैकड़ो-हजारो सैनिक हर्ष सँ हँसि उठए आ लगले रुष्ट भए जाए ।

जोजन-योजन-चारि कोस । वेलक-फराठी ।। २३-२४ ।।

आओर कतेको धांगड़ जाइत देखि पड़ए जे गाए कें मारि 'बिसमिल' कहि खाए लैत छल ।।

धाँगर=विशाल शरीर वाला (यवन) । गोरु=गाए । विसमिल=यवनक देवता ।। २५ ।।

धाँगर सेना मे बहुतो लटक सेना रहैछ, से जाहि दिस धड़ाक दए हुलैत अछि ताहि दिसक राजाक घरक युवती हाट पर बिकाइत अछि ।

(सब किछु लूटि भेला पर विवश भए हारल राजा स्त्रीकें हाट चढ़ाए बेचि लैछ ।) लटक=लम्पट, छिटफुट सेना । धाड़े=आक्रमण करैत ।। २६ ।।

ओहि सेना सभक हाथ मे एकहक टा साबर अछि, चेथड़ा-कोथड़ा सँ माथ बन्हने अछि । दूर तक दुर्गम स्थान मे आगि जराए दैत अछि । नारीकें विकल कए बालक कें मारि दैत अछि । लूटि कए धन अरजन करैछ, पेटे भरब व्यय छैक, अन्याये कए वृद्धि करैछ आ युद्धे सँ ओकर क्षय होइछ । ओकरा ने दीन-हीन पर दया, ने शक्तिमानक डर, ने वासि रोटी आदिक वटखर्चा आ ने विवाहता स्त्री घर मे छलैक ।

साबर=शर्वल (सं०)=सावल (मै०)=लोहाक मोट डंटा जकर आगू दिस किछु पातर एवं लिबल रहैत छैक जाहि सँ मोट लकड़ी उनटाओल जाइछ । विभारि=विह्वल कए । कन्दल(सं०)-युद्ध । सकता=शक्तिशाली । वासि=वसिया । संवल=बटखर्चा ।। २७-२८ ।।

ने ओकरा महान् व्यक्तिक शंका रहैत छैक जे हमर नीच कर्म देखि की बुझताह आ ने चोरक डर । ने ओ अपवित्र बुझैत अछि, ने रवि चन्द्र आदि ग्रहक नीक-अधलाह गति जनैत अछि, ने ओकरा पाप सँ घृणा, ने धर्मक प्रयोजन, ने शत्रुक आक्रमणक शंका आ ने मित्रक लाज छैक जे नीच कर्म देखि लेताह ।

अपइत=अपैत=भात आदिक सम्पर्क सँ अशुद्ध वर्तन आदि जे ऐंठ नहियों रहला पर अपवित्र मानल जाइछ, उपहत । गर्हा (सं०)-निन्दा ।। २९ ।।

ओकरा ने वचन स्थिर, ने कम भोजन, ने जसक लोभ, ने अजसक डर, ने शुद्ध मन, ने नीकलोकक संग, ने पीबाक छोड़नाइ आ ने युद्धक भंग होइत छैक ।

ग्रास (सं०)-कओर । उपशम=छोड़नाइ । जुझबा=युद्ध करबाक ।। ३० ।।

एहन सैन्यदल मे बहुतो लटक (पाछू सँ संग लगनिहार) सब जाइत देखि पड़ैछ जे भोजन-भाषण छोड़ैत नहि अछि आ चलबा सँ हारि नहि मानैत अछि, अर्थात् चलिते रहैछ ।

लटक=सेनाक संग लटकि गेनिहार । भक्खण=भक्षण वा भाषण । परिभूत=थाकल ।। ३१ ।।

तकरा पाछाँ सँ चलैत हिन्दू-सैन्यदल आबए लागल जाहिमे राजा सबकें गनब पार नहि लगैछ त राउत कें के गनि सकैछ ?

पारिअइ=पार पाबि सकैछ । राउत=राजपूत । लेक्खिअ केन=के लेखा कए सकैछ ।। ३२ ।।

अनेक देशक राजा बादशाहक सेवा मे अएलाह, ओसब सैन्य प्रयाण मे जाए लगलाह जे अपन-अपन धनक गर्व सँ भरल आ संग्राम मे सुन्दर लगैत पृथ्वी पर अँटैत नहि छलाह । राजपूतक पुत्र बहुतो चलैत रहलाह जनिक पएरक दबाब सँ पृथ्वी काँपए लागल । राजा सभक पताका ओ राजचिह्न भिन्न-भिन्न छलनि, हुनक पएर सँ उड़ल धूरा सँ सूर्यक रथ झँपाए गेलनि ।

दिगन्तर=दोसर दोसर दिशा । सेवाँ=सेवाक लेल, वर्णरत्नाकरमे 'तोरि सेवाँ' आएल अछि । कटकाजी=कटकक प्रस्थान । रइरह=रविक रथ ।। ३३ ।।

ओ सब चारि-चारि कोस दौड़ि जाइत छथि, घोड़ाकें नचबैत (चक्कर कटबैत) गाढ़ बोल बजैत छथि । लाल, पीयर आ कारी चामर प्राप्त करै छथि । कान मे कुण्डल डोलि रहल छनि । अएबा-जएबाक रेड़ामे रास्ता बदलबाक क्रममे एक युग बदलि जएबाक भान होइत अछि । जोर सँ तबला ओ नगाड़ाक बजबाक कारण कोनो बात कान सँ सुनल नहि जाइत अछि, तें अनका इशारासँ लग बजओल जाइत अछि ।

गढ़िम=गम्भीर, अभिमान भरल । आवर्त=अएबाक वेग, विवर्त= जएबाक वेग । भाणा=भान भेल, बुझल गेल । निसान=रणक बाजा । साने=संकेत, इशारा । हकारब=समीप अनबाक हेतु कहब ।। ३४ ।।

खच्चर, गदहा तथा बड़द लाखो चलल । भेड़ी महिसा कड़ोरो छल । ओहि सभक सबार चलि रहल अछि । ओकरा सभ पएरक घर्षण (रगड़ा) सँ पृथ्वी छोट भेल जा रहल अछि । जे सैनिक पाछू रहि गेल से लड़खड़ाइत ठामहि ठाम बैसए लागल । ओ अपन दल कें नहि पबैत पाछुए रहि गेल, अपन सामान नड़ाए देलक (ठामहि छोड़ि देलक) । नोकर सब भुखले घूमि रहल अछि ।

वेसरि=खच्चर । इड़िका=भेंड़ी । पुहवी=पृथ्वी । गोहन=अपन दल । गुलाम=नोकर ।। ३५ ।।

तुर्क सभक फौज हाथीक हौदे-हौदे (पीठ परक ओछान सभ पर) चढ़ि तेजीसँ (सोझे निडर भए) चारू भर घूमि रहल अछि आ हिन्दू सैनिक ताक (अवसर) पाबि (कतराए) लड़ैत रणभूमिमे उतरैत अछि । असपख, एकचोइ, सरैचा, शामियाना, कारिगह आ मण्डल (गोल तम्बू) नामक कपड़ाक घरकेँ गनल नहि जा सकैछ । एहि सबकेँ पूर्वी नगर जौनपुरक संरचना कहल जा सकैछ । आखण्डल=इन्द्र, तनिक दिशा पूब । जौनपुर दिल्लीसँ पूबे अछि ।। ३६ ।।

जखन सुलतान चललाह त तकर लेखा-जोखाक अन्त के जानि सकैछ । सूर्य अपन तेज समेटि लेल, आठो दिक्पाल केँ कष्ट होबए लागल, पृथ्वी धूरा सँ अन्हार भए गेल, तहि सँ चकबी (चकबाक स्त्री) असमर्थ भए प्रियकेँ देखब छोड़ि देलक, सूर्य चन्द्रमाक समान भए गेलाह । एहन विकट समय केँ कोना बिताएब ? सैन्यदल जंगल ओ दुर्ग केँ दलमलित कए पएरक भार एवं आघात सँ पृथ्वीकेँ खुनि देलक । विष्णु ओ शंकर डरेँ मिलिकेँ एक हरिहर रूप भए गेलाह ओ डरेँ ब्रह्माक हृदय डगमगाए लागल ।

अन्हार मे चकबा-चकबीकेँ वियोग भए जाइत छैक । इन्द=इन=सूर्य । कमन परि=कोन तरहेँ । पेलब=प्रेरब=बिताएब ।। ३७ ।।

महिसा मनसूबा कए दौड़ि घोड़सबार केँ मारए लागल । हरिण हारि कए (विवश भए) वेगसँ चलब छोड़ि देलक, जकरा पैदल सैनिक हाथहिसँ पकड़ए लागल । खढ़िया ओ मूस डेराए गेल, पक्षी सब उड़ि कए आकाश चल गेल, एतए नीचामे सेनाक पएर सँ पिचाए आ ओतए आकाशमे ओकरा बाज झपटि खाए लागल । इब्राहिम शाहक सैन्यक प्रस्थान मे जतए-जतए सेना जाए ओतए खुनि, खोधि, चूरि, पकड़ि मारए लागल, एको जीव जन्तु उबरए नहि पाबए ।

मनुसाए=मनकेँ बढ़ाए । हलु=हरु=हरण कएलक । सैचान=बाज पक्षी ।। ३८ ।।

एहित तरहें दूर तक आनो-आनो द्वीपक राजाक नीन उड़बैत, विदलित एवं व्याकुल कए चूरि चापि (तर कए, अधीन कए) कए, पहाड़क गुफा सभ कें झोड़ैत, शिकार खेलाइत, बाण मिलबैत, शत्रुक दर्प (घमण्ड)क भङ्ग करैत, वनविहार, जलक्रीड़ा करैत, मद्यपान सुरतक उत्सवक रीति कए, राज्यसुखक अनुभव करैत, बाट पार कए तिरहुत पैसलाह आ सिंहासन पर चढ़ि सुलतान बैसि गेलाह ।

चापल=पाएर तर दबबैत । तकत=तख्त (फा०)=सिंहासन ।। ३९ ।।

तिरहुत मे नियुक्त अपन खास व्यक्ति सँ दुनू पक्षक (कीर्तिसिंह ओ असलानक) कथ्य (पक्ष) सुनि कए तखने सुलतानक आदेश भेल जे सुलतान त बड़ पराक्रमी अछि, कोन तरहें ओकरा भगाओल जाए ।। ४० ।।

तखन राजा कीर्ति सिंह कहए लगलाह-प्रभो ! अहाँ की ई कुमन्त्रणा (व्यर्थक परामर्श) करैत छी ? हीन वचन सँ की समय बितबैत छी ? कियेक शत्रुसेनाक विचार करैत छी ? कियेक शत्रुक सामर्थ्यक कल्पना करैत छी । सब हमर पाछू चलि देखओ, हम ओहि रणभूमिक भँडुआ (उपहास योग्य) कें अनैत छी । पाखरें पाखरें ठेलि कए असलानकें पकड़ि समर्पित कए दैत छी ।

खप्पिअ=खेपैत छी । काञि=कियेक । पाखर=अश्वकवच ।। ४१ ।।

आइ हम शत्रुताक उद्धार कए लेब (शत्रु सँ बदला लए लेब) यदि शत्रु संग्राम मे आबि जाए । यदि ओकर पक्षसँ सदलबल इन्द्रो अपन पराक्रम लाबथि, यदि ओकर रक्षा ब्रह्मा-विष्णु सहित शम्भुओ करए लागथि, सर्पराज शेषो ओकर रक्षामे लागि जाथि, कोप कए यमराजो हमरा दबाबए लागथि तैयो हम असलानकें मारबे करब आ ओकर शोणितक नदीमे पएर देब जँ ओ अपन अन्त घड़ी मे प्राण लए पीठ नहि देखाए जाए' ।

वेर=वैर=शत्रुता । सपक्ष=दलसहित । अवर=अओर । गोहारि=रक्षा । चाप=दबाएब । अवसान=अन्त ।। ४२ ।।

तखन सकल सेना कें सारांश (संक्षेप) मे फरमान पढ़ि सुनाओल गेल– कीर्तिसिंहक प्रतिज्ञाक पूर्ति करबाक हेतु सेना नदीक पार करए ।

फरमान=राजाक आदेश । वाचिअ=पढ़ल गेल । हसम=हश्म=सेना । सार=मुख्य बात । पूरनहिं=पूरा करबाक हेतु ।। ४३ ।।

शत्रुक सेनाक भङ्ग करबा मे भारी मलिक महमूद मगानी (इब्राहिम शाह) घोड़ाकेँ दौड़ाए गण्डक नदीक पार भेलाह । ओम्हर 'असलान' एक-एक फौज जुटाए अपन सेना केँ सजओलक । नगाड़ा, पिपही, ढोल, मृदंग आदि रणवाद्य बाजए लागल ।

पेरि=प्रेरित कए । गरुअ=गुरु=भारी, अधिक बलशाली । मलिक=अधिपति । मगानी=मैकानी (फा०)=श्रेष्ठ पदासीन । फौद=फौज (फा०)= सेना । काहल=फूकि कए बजाबए बाला बाजा ।। ४४ ।।

राजा कीर्तिसिंहक नगर राएपुरक पुबरिया क्षेत्र (मैदान) मे दुपहर दिनमे दुनू सेना टकराएल आ योद्धा सभक भिड़न्त बाझि गेल । सेनाक पएरक आघात सँ पृथ्वी काँपए लागल, पहाड़क चोटी टुटए लागल, प्रलयकालक वर्षा जकाँ बाण पड़ए लागल आ कपड़ाक कवच खुजए लागल ।

राए=राजा कीर्तिसिंह, तनिक पुर राएपुर गण्डक सँ पूब दिस अछि । पहरा दुइ वेरा=दुपहरक वेला=समय । वेबि=द्वे अपि (सं०)=दुनू । बजल=बाझल । भटभेड़ा=भट (वीर) सभक भिड़ान । काण्ड=बाण । पटवारण=कपड़ा जे अस्त्रक निवारण कए देहकेँ बचाबए, कवच ।। ४५ ।।

वीर सभ 'रे रे अरे' ! बजैत उत्साह सँ रोमांचित होइत आगू बढ़ए लागल, तलवारक धारक तरंग सँ चारू दिस चमचमाए लागल, घोड़सवार घोड़ा केँ सन्तुलित कए दौड़ि शत्रुदलमे पैसए लागल जकरा सँ बँचबाक लेल फरिआइत सैनिकक दल मत्ता हाथीक पाछु होइत नुकाए लागल ।

रेकार='रे रे' शब्द । तोरि=तोलि=सन्तुलित कए, त्वरित=झट हाँकि । परजुत्थ=शत्रुक झुण्ड । मतङ्गज=हाथी, मातंग । फरिआइत= फलक-धारी, नोंकदार बाण वाला ।। ४६ ।।

धनुषक डोरीक टंशब्दक भार सँ आकाशमण्डल भरि गेल । पैदल सैनिकक अनेक दिस सँ पाखर अस्त्र उठए (फेकल जाए) जे शत्रुक समुदायकेँ चूर चूर करए लागल । तामसें पकपक करैत वीर बढ़ल जे अपन दर्प (घमण्ड), पराक्रम ओ गुणक प्रचार करैत रहल । सरओं खेलाएल (व्यायाम करएवाला) सभक पूर्वकृत श्रम कुश्तीक मारि मे चल गेल (समाप्त भए गेल ।)

सीगिनी=शृंगिणी=सींगक बनल धनुष । फौद=फौज=सेना । परचक्कह शत्रुक चक्र (दल) । सरमी=श्रमी=भारी वस्तु उठाए व्यायाम कएनिहार । सरमेरा= श्रममेलक=कुश्ती ।। ४७ ।।

समतल मैदान मे दुनू सेनाकेँ भेँट (आमना-सामनी) भेल । डंटा ओ धनुष चलए लागल जकर चोट वस्त्रक कवचकें उनटि देलक । तखन भुजारूपी दण्डे थेघए (टेकए) वाला भए गेल ।

चौपट=चतुष्पट=चारू दिस समताल । पटवाल=कवच । थेघब=शरीरक भार केँ टेकब ।। ४८ ।।

हुंकार कए वीर सब गरजि रहल छल आ पैदल सैनिकक गोलबन्दी केँ भंग करैत छल । भगैत सैनिकक धारा (पाँती) टूटि रहल छल आ बाणसँ कवच फुटैत छल ।। ४९ ।।

राजपूत सब रोष सँ युद्धमे लागि गेल, खड्ग सँ खड्ग केँ भाङए लागल । अत्यन्त रुष्ट शूर सब आबए लागल, रास्ता-बेरास्ता दौड़ए लागल ।। ५० ।।

एक एक कए वीर एक एक सँ भिड़ए लागल, पराई (शत्रुसम्बन्धी) लक्ष्मीकेँ मेटाबए लागल, अपन मान बढ़ाबए लागल, बेलक नामक तीर सँ शत्रुकेँ मारए लागल आ आर-पारक बात बुझैत स्थानमुद्रा (धनुर्युद्धक आसन) मे धनुष सँ युद्ध करए लागल ।

पारारी=शत्रुक । ओआर-पार=अवारपार=आरपार ।। ५१-५२ ।।

दुनू दिस सँ पाखर उठए लागल (फेकाए लागल) । बीच युद्ध भूमिमे संघर्ष बझि गेल । खड्ग सँ खड्ग टकराए लागल, आगिक चिनगी उड़ए लागल । घोड़सबारक तलवारक धार सँ राउतक संग घोड़ो टूटि गेल (खण्डित भए गेल) । 'बेलक' नामक बाणक वज्र समान चोट सँ कवचक संग काया (शरीर) सेहो फूटि गेल । शत्रुक हाथीक पाँजर मे बर्छा पैसि गेल, ओतए सँ शोणितक धार ऊठि कए आकाश केँ भरए लागल । एहि तरहेँ राजा कीर्तिसिंहक कार्यमे उत्साह सँ वीर सिंह संग्राम कए रहल छथि।

भेट=भिड़न्त वा साक्षात्कार । फुलुँग=स्फुलिंग, चिनगी । कज्जरसेँ=कार्यमे रुचि सँ ।। ५३ ।।

एहि युद्ध केँ धर्मराज अओर सुलतान देखैत छथि । आकाशमे इन्द्र, चन्द्र, अन्य देवता, सिद्ध ओ गन्धर्व उतरि गेलाह । वीर सभक युद्ध देखबाक लेल विद्याधर सभ आकाशकेँ भरि देने छथि । जतए जतए शत्रुक दल टकराए ओतए-ओतए तलवार पड़ए लागल । शोणित सँ पृथ्वी स्नान कए लेलक । कीर्तिसिंह एहि तरहेँ मारि कए रहल छथि ।

अवरु=अओर । पेक्खई=देखैत छथि । अन्तरिक्ष=आकाश । संघल=संघट्ट=टकराएल । घल=घटा=समूह ।। ५४ ।।

रणभूमि मे रुण्ड (कटल धर) ओ मुण्ड पड़ल छल, बाँहि रूपी दण्ड खसल छल । सियार सब नरकंकालक खण्डकेँ कड़कड़बैत (चिबबैत) छल । टुटैत शरीर माँटि पर लोटाइत छल । लड़ैत चलैत पएर चेष्टाहीन भए जाइत छल । अँतरी सभक जालमे बन्हाएल ओझराएल गिद्ध चर्बीक वेग मे बुड़ैत-डुमैत उड़ि जाइत छल । मुइल देहकेँ निकालैत शोणित-चर्बी पिबैत घुमैत प्रेत नरमांसक खण्ड बोकरैत छल ।

खले=स्खलित=खसल । कलक्केइ=कड़कड़ शब्द सँ चिबबैत । पझालन्ति=पझाइत अछि, मिझाइत अछि । अन्तावली=आँतक समुदाय । वसा=चर्बी । गअं=गत, मुइल व्यक्तिक शरीर ।। ५५-५६ ।।

सियारनी जोर सँ पिक्की (हुआ-हुआ) मारैत अछि (घोल करैत अछि) । बहुत भुखाएल डाकिनी (देवीक परिचारिका शक्ति) डाक दैत (जोर सँ शब्द करैत अछि) । बहुत उत्फाल (कूदफान) करैत वेताल (भूत लागल हँसैत शव) घोल करैत अछि आ उनटैत-पुनटैत कबन्ध (मूड़ी रहित धर) पड़ल अछि ।

बाणक वर्षासँ वेधल सैनिक हाथ सँ इशारा करैत अछि आ उसाँस-निसाँस लैत प्राण छोड़ैत अछि । जतए शोणितक लहरि भरल नदीमे अनेक तरंग उठैत अछि, ओतहि झूल सँ सजाओल हाथी डूबि जाइत अछि ।

सिआ=शिवा=गिदड़नी । सरासार=शरक आसार= (वृष्टि)।

सान=संकेत=इशारा । सारि=हाथीक पीठ पर ओछाओल गद्दाक कोर परक किनारी ।। ५६-५८ ।।

शोणित सँ रङल माँथ केँ फोड़ि गिदड़नी सब उफरि कए खाए रहल अछि । जखन हाथ सँ हाथीक मुइल देह नहि उठैत छैक तखन वेताल पाछू हटि जाइत अछि । मनुष्यक कटल धर धड़फड़ाइत (उछलैत) अछि जकर मर्मस्थल (शिरा)केँ वेताल सब तीरि रहल अछि । शोणितक नदीक कछेर मे भूत सब झलहरि (जलक्रीड़ा) खेलाए रहल अछि ।

डमरूक ढक् ढक् शब्द उछलि गेल, सब दिस डाकिनी सब डाकनि (तेज शब्द) दए रहल अछि । मनुष्यक कान्ह एवं धर सँ पृथ्वी भरि रहल अछि, राजा कीर्ति सिंह युद्ध करैत छथि ।

फेरवी=सियारनी । पेल्लइ=प्रेरित करैत, तीरैत अछि । जरहरि=जलकेलि ।। ५९ ।।

दुनू सेना टकराएल । तरुआरि खण्डित भेलहु पर नहि मानैत अछि (चलिये रहल अछि) । शरीर युद्ध भूमि पर पड़ल रहल आ ओ वीर दौड़ि कए विमान सँ चलि पड़ल, आकाशमे अप्सरा सब स्वच्छ हाथेँ हुनका आँचर हौँकैत अछि जकरा सभक आँखिक कोर घुमैत अछि जे भौँरा सन सुन्दर एवं प्रेम सँ चिक्कन अछि । गन्धर्व सभक गीति बाजाक संग बहुत नीक लागि रहल अछि, जकर विशुद्ध परिचय के जानि सकैछ ? श्रेष्ठ कीर्ति सिंहक रणसाहस सँ देववृक्षक फूलक वर्षा होबए लागल ।

वेबि=द्वे अपि=दुनू । वीजए=हौंकए । सुरतरु=देववृक्ष । सुविट्ठि=सुवृष्टि ।। ६० ।।

तखन मलिक असलान चिन्ता करए लागल- हमर सब सेना खसि पड़ल, कुपित बादशाह (इब्राहिम शाह) आबि गेलाह । हमर अन्यायक महान् गाछ फड़ि गेल, दुष्ट दैवा (दुर्भाग्य) हमर निकट आबि गेल । तेँ एहि चंचल जीवनकेँ पलटि (परिवर्तित कए, उत्तम काज दिस मोड़ि कए) स्थिर निर्मल यश लए लेबाक चाही । कीर्तिसिंह सँ सिंह समान बनि वीरोचित एक भिड़न्त दए दी।

सञो=सँ । सिंह सञो=सिंहसम । भट भेडा=भटक भिड़न्त ।। ६१ ।।

ई निश्चय कए असलान हँसि कए (उत्साहित भए) दहिना हाथ मे शस्त्र लए लेलक आ खड्ग लए रणवृत्त (युद्धक परिस्थिति) केँ पलटि देलक (बदलि देलक) । ओतए एक-एक कए प्रहार पड़ए लागल जतए खड्ग सँ खड्गक धार टकराए लागल ।

घोड़ाक लघिमा (फुर्ती) एवं स्वस्थताक कला प्रदर्शित भए रहल छल, तरुआरि विजलोकाक ज्वाला जकाँ चमकए लागल । सैनिकक टोप टरए एवं शरीर टुटए लागल, शरीर सँ शोणितक धारा सँ धार बहए लागल ।

ससत्थ=सशस्त्र । लंगिमा=लघिमा (हल्लुक भए फुर्त्ती) । चंगिम=सुन्दरता, स्वस्थता । चारु=चलल । विज्जु झला=विद्युतक ज्वाला । धारहि धार=धाराक नदी ।। ६२-६३ ।।

मनुष्यक देहक शोणितमय रंग घोड़ाक देह पर बसि गेल (टपकि पड़ल) । से लगैत छैक जे रोषवश देह केँ छोड़ि रहल हो । सब लोक ओहि युद्धकेँ तेना देखैत छल जेना महाभारत-युद्धमे अर्जुन ओ कर्णक युद्ध भए रहल हो । लगैत अछि जे बाणासुर सँ युद्धक विकट वार्ताक अधिकता जानि विष्णु ओ महादेव युद्ध कए रहल होथि । महाराज कीर्तिसिंह असलान केँ चापि (दबाए) लेलनि । निदान (निरुपाय) भए असलान पीठ देलक (हारि कए भागल) ।

णं=ननु (सं०)=जनु । आहव=युद्ध । माहव=माधव । विवत्त=विकट वार्ता ।। ६५ ।।

ताही खन राजा कीर्तिसिंह ओकरा (असलान केँ) पड़ाइत देखलनि आ नीक जकाँ चुभा कए आक्षेप कएलनि– जाहि हाथेँ हमर पिताकेँ मारने छलेँ से हाथ (हाथक शक्ति) के हरि लेलकौ ? ६६ ।।

अरे रे असलान ! प्राण बचएबाक लेल कायर ! अपन मानक अपमान कएनिहार ! युद्ध भूमिकेँ छोड़बाक साहस कएनिहार ! केवल जान केँ प्रिय मानएवाला ! की जाइ छेँ ? अपजस सिद्ध कए शत्रुक दृष्टि सँ पीठ देखाए भावहु जेकाँ भैंसुरक सोझाँ बचाए जाइ छेँ ।। ६७ ।।

जाहि प्राण धएकेँ जीबैत छेँ, जीवह गए । जो जो असलान ! हमर यश तीनू लोकमे पसरि रहल अछि । तोरा जीवनदान दैत छियहु (तोरा खिहारि नहि मारबौ) ।। ६८ ।।

जेँ तोँ रणभूमि सँ भगैत छेँ तेँ तोँ कायर थिकेँ आ जे तोहरा (भगोड़ा) केँ मारए सेहो कायर होएत । जो जो सागरक (समुद्रक) लग अनुसरण कर (अत्यन्त दूर भागि जो) । एहि तरहेँ हँसि कए दुनू नायक (वीरसिंह ओ कीर्ति सिंह) कहैत छथि ।। ६९ ।।

तखन युद्धमे जीति राजा कीर्ति सिंह अपन गाम पलटलाह (घुरि अएलाह) । शंखक शब्द गुंजल, नाँच-गानक संग बाजा बाजए लागल, चारू वेदक पाठ गनगनाए लागल, शुभ मुहूर्तमे राज्याभिषेक (राजतिलक) भेल । बान्धव लोकनि उत्साह करए लगलाह । तिरहुत देश अपन गौरव केँ प्राप्त कएलक । पातिसाह (प्रधान राजा) जनिका तिलक लगओलनि से कीर्ति सिंह राजा भेलाह ।। ७० ।।

एहि तरहेँ युद्धभूमिमे साहस कए शत्रुमथनक आरम्भहि मे उदयकेँ प्राप्त करएवाली लक्ष्मीकेँ श्रीकीर्तिसिंह ता धरि बढ़बैत रहथु जा धरि चन्द्र ओ सूर्य संसारक संचालन करैत रहथि आ माधुर्यक उत्पत्तिक स्थान तथा बड़भारी यशक विस्तारक शिक्षा देबए वाली जे कवि विद्यापतिक भारती (वाणी) स्वरूप ई ग्रन्थ कीर्तिलता ता धरि सज्जनक मुँह मे खेलाइत रहओ जा धरि ई संसार रहए ।। ७१ ।।

**इति महामहोपाध्याय उत्कृष्ट ठाकुर श्री विद्यापतिक विरचित कीर्तिलतामे दीप ग्रामवास्तव्य विद्यावाचस्पति पण्डित श्री शशिनाथ झाक व्याख्याक चारिम पल्लव समाप्त भेल ।**

**ई ग्रन्थो पूर्ण भए गेल ।**

# परिशिष्ट-I

## कीर्तिलता में सूक्ति

| | | |
|---|---|---|
| अवसओ विसहर बिस वमइ | – | 1–8 |
| दुज्जन वैरि न होए | – | 1–9 |
| जो बुज्झिह सो करिह पसंसा | – | 1–11 |
| दुज्जन नाम मइल्ल | – | 1–11 |
| देसिल वअना सबजन मिठ्ठा | – | 1–13 |
| णहु पुरिसो जम्ममत्तेण | – | 1–17 |
| सो पुरिसो जसु माणो | – | 1–18 |
| कबहु एहु नहि कम्म करिअइ | – | 2–6 |
| छोटेओ तुरुका भभकी मार | – | 2–49 |
| जइ पहु बड़ओ पसन्न हो तञो सिट्ठाअत रज्ज | – | 3–2 |
| आन करइते आन भउ | – | 3–11 |
| पुनु कि परिस्समे सिज्झिहइ कालहि चुक्किय कज्ज | – | 3–12 |
| अइसनेञो उपताप गुणिञे न गणिअइ | – | 3–13 |
| दुक्खें सिज्झइ राअघर कज्ज | – | 3–14 |
| सुहिअ पुच्छि संसअ हरिज्जइ | – | 3–14 |
| पुरिस कम्म साहस करिज्जइ | – | 3–14 |
| होञे होसइ एक्क पइ | – | 3–14 |

चन्दन मूलेँ इन्धन बिका – 3-35

घीवक बेचाँ दीअ घोड़ – 3-36

जवन सभावहि निक्करुण – 3-27

वित्तेँ हीन णत्थि वाणिज्ज – 3-28

न उण मानधन भिक्ख भावइ – 3-28

विपअ न आबइ तासु घर, जसु अनुरत्ते लोअ – 3-38

आब कतए ओ राए – 3-69

लूटि अरजन पेटे वय – 4-28

सरमी केरा सरम गेल सरमेरा मारी – 4-47

अनअ महातरु फलिअ – 4-61

जे करेँ मारिअ वप्प मझु, से कर कमन हरेओ – 4-66

मान विहूना भोअणा, सत्तुक देलेँ राज ।<br>
सरण पइट्टे जीअना, तीनू काअर काज ।। 2-10

जे अपमाने दुक्ख न मानइ, दान खग्ग को मम्म न जानइ ।<br>
परउअआरेँ धम्म न जोअइ, सो धण्णो निच्चिन्ते सोअइ ।। 2-10

अवसओ उद्दम लच्छि वस, अवसओ साहस सिद्धि ।<br>
पुरुसविक्खण जं चलइ, तं तं मिलइ समिद्धि ।। 2-19

बे-भूआला मेइनी, वे ण्णाएक्का नारि ।<br>
सहए न पाबए वेवि भर, अवस कराबए मारि ।। 3-7

वाणिअ होइ विअक्खणा, धम्म पसारइ हट्ट ।<br>
भित्ता मित्ता कञ्चना, विपअ काल कसबट्ट ।। 3-30

# परिशिष्ट-II

## कीर्त्तिलता में फारसी शब्द

**प्रथम पल्लव-** XX

**द्वितीय पल्लव में-** अनु०-38-बजार, हजार, बाँदि, बन्दा, गन्दा । 39-तत्थ, कूजा, तबेल्ला, तीर, कम्माण, दोक्काणदारा, सराफे, बाजू । 40-खरीद, गुलाम, तुरुक्क, सलाम, खीसा, पइज्जल्ल, मोजा, मीर, बल्ली, सइल्लार, खोजा । 41-अबेबे, सराब, कलीमा, कलाम, कसीदा, मसीदा, कितेबा । 42-खोदाए, तुरुक, सराब, खराब, बाँदि, कबाब, दिरम, फरीबी, पएदा, । 43-खान, सालन, नेवाला, गाँडू, तीर, मुकदम । 44-मतरुफ, तुरकिनी, सअद, सेरणी, दोआ, दरवेस, मख्दूम, नबाबइ, खुन्दकारी, हुक्कुम, । 45-बाँग, विसमिल । 46-खोजा, रोजा, कूजा, नमाज । 47-बेगार, चुडुआ । 48-मसीदा । 49-गोरि, गोमठ । 52-तुरुक्का, खान, मुलुक्का, गालिम । 53-सइअदगार, दरबार, खाण, उमारा, महल, मजेदे, सुरतान, सलाम, इनाम । 56-खास, दरबार । 57-दारखोल, दबाल, दरबाल, औअलदर, म्यानदर, स्यालदर, दारिगह, वारिगह, निमाजगह, खोआरगह, खोरमगह । 60-दरखोल, महल = कुल-95 शब्द ।

**तृतीय पल्लव में-** अनु०-2-उज्जीर । 3-खोदालम्ब । 4-पापोस 5-फरमान, असलान । 9-खान, उमारा । 10-देमान, अरदगर, गद्दबर, कुरबक, अदप । 17-तकतान, सुरतान, इब्राहिम । 22-रैयत । 23-रैयत । 26-बाँदी । =कुल-18 शब्द ।

**चतुर्थ पल्लव में-** अनु०-4-सुरुतान, फरमान, कादी, खोजा, मखडूम, खोदावरद, खत, दहलेज । 20-चाबुक, मोजा, कसीस, फौद । 22-खुन्दकार । 23-बगल, कमान, बेलक । 65-गोरु, विसमिल । 35-गुलाम । 36-फौद, हौदा,

सरइचा, सरमाना । 39–सिकार, तीर, तकत । 40–फरमान । 43–फरमान, हसम । 44–मलिक, महमद, मगानी । 47–फौद । 51–बेलक्क । 53–वेलक । 65–मल्लिक । 69–काअर=कुल 37 शब्द ।

इस तरह 95+18+37=150 फारसी शब्दज शब्द इस कीर्त्तिलता में प्रयुक्त हुए हैं, जबकि कीर्त्तिपताका में ऐसे 31 शब्द आये हैं ।

# परिशिष्ट-III

## कीर्त्तिलता में चर्चित व्यक्ति और स्थान

| | नाम | पल्लव | अनु० | विवरण |
|---|---|---|---|---|
| 1. | अक्खउरि सिरि केसव- | 1 | 29 | आक्षपटलिक (कीड़ा सचिव) |
| 2. | असलान- | 2 | 4 | |
| | | 3 | 5,6 | |
| | | 4 | 1,3,40,41 42,44,61, 65,67,68 | मलिक, असलान, तुर्कसरदार |
| 3. | आनन्द खान- | 3 | 34 | कीर्त्ति सिंह के मन्त्री एवं उनके बहनोई-'भुतहरी कलिआम' कुल के गणेश्वर के पिता, ब्राह्मण । आधिपत्यसूचक 'खान' । |
| 4. | इब्राहिम शाह- | 2 | 36 | जौनपुर का सुलतान |
| | | 3 | 17,12 | |
| | | 4 | 38 | |
| 5. | ओइनी- | 1 | 22 | समस्तीपुर जिले के पूसारोड रेलवे स्टेशन के निकट वैनी गाँव । |
| 6. | ओइनी वंश- | 1 | 22 | इस गाँव के मूल निवासी ब्राह्मण वंश 'ओइनिवार' । |
| 7. | कामेसर राए- | 1 | 23 | कीर्त्ति सिंह के प्रपितामह राज्योपार्जक, महान् पंडित (1342 ई० तक) |
| 8. | कीर्त्तिसिंह- | 1 | 5, 20, 21, 24, 28, 30 | |

| | | | |
|---|---|---|---|
| | 2 | 4,5,7,61 | |
| | 3 | 3,11,32,41,45 | |
| | 4 | 2,41,43,54,60 | |
| | | 61,70,71 | चरित नायक |
| 9. केशव कायस्थ- | 1 | 29 | देखें-'अक्खउरि'। |
| 10. गएणेश, गएनेसर- | 1 | 20,25,26 | कीर्त्ति सिंह के पिता |
| | 2 | 2,3,6,7 | गणेश्वर या गणेश। |
| | 3 | 4,6 | |
| 11. गोविन्द दत्त- | 3 | 35 | कीर्त्ति सिंह के मन्त्री, विद्यापति के पितामहभ्राता गोविन्दमानसोल्लास ग्रन्थ के रचयिता। परमवृद्ध। |
| 12. जोनापुर- | 2 | 20 | जौनपुर (उ०प्र०), इब्राहिम शाह का नगर। |
| 13. तिरहुति- | 2 | 3 | |
| | 3 | 5,6,9,33,44- | तीरभुक्ति, उत्तर बिहार, |
| | 4 | 1, 5, 71 | मिथिला, कीर्त्तिसिंह का देश। |
| 14. तुरुक्क असलान- | 2 | 4 | द्र०- असलान |
| 15. न्याय सिंह राउत- | 3 | 37 | कीर्त्तिसिंह के सचिव |
| 16. पातिसाह- | 1 | 26 | |
| | 2 | 14, 66 | |
| | 3 | 3, 4, 21, 41- | एक प्रदेश का शासक, इब्राहिम साह। |
| | 4 | 61, 70 | |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 17. पिअरोज साह- | 1 | 24 | फीरोज शाह तुगलक, दिल्ली का बादशाह । |
| 18. भवेश- | 3 | 37 | विल्वपंचक वंशीय म०म० वर्धमानोपाध्याय के पिता । ओझा विशेषण से जान पड़ता है कि इनका विवाह ओइनवार कुल में था । |
| 16. भोगाइ, भोगीस राए- | 1 | 24,26 | कीर्त्तिसिंह के पितामह |
| | 2 | 16 | राजा भोगीश्वर । |
| 20. महमद्द मगानी- | 4 | 44 | इब्राहिम शाह का नाम । |
| 21. राएपुर- | 4 | 45 | राजा कीर्त्ति सिंह का नगर । |
| 22. राज सिंह- | 3 | 35 | कीर्त्ति सिंह के ज्येष्ठ भ्राता, नामान्तर जयसिंह । |
| 23. लक्ष्मण सेन संवत्- | 2 | 2 | इस संवत् का प्रारम्भ 1109 ई० में हुआ था । |
| 24. विद्यापति कवि- | 1 | 5, 10 | कीर्त्तिलता के कवि |
| विज्जावइ | 4 | 71 | विद्यापति कवि |
| 25. बिहार- | 3 | 6 | बिहार राज्य |
| 26. वीरसिंह देव- | 1 | 27 | कीर्त्ति सिंह के अग्रज |
| | 2 | 12 | |
| | 3 | 13 | |
| | 4 | 53 | |
| 27. सुरुतान- | 3 | 9,10,15,17 | |
| | | 39,40,41,44 | |
| | 4 | 2,3,4,19,36 | इब्राहिमशाह |

| | | | |
|---|---|---|---|
| 28. सोमेश्वर सन्नगहि– | 3 | 29 | कीर्त्तिसिंह के बहनोई का भाइ, आनन्द खान का पुत्र, सन्धिविग्रह–सचिव । |
| 29. हंसराज– | 3 | 34 | कीर्त्ति सिंह का मित्र । |
| 30. हरदत्त– | 3 | 36 | कीर्त्ति सिंह का राजपण्डित, विद्यापति के प्रपितामह–भ्राता यदि इन्हें मानें तो ये परमवृद्ध थे । |
| 31. हरिहर– | 3 | 36 | कीर्त्ति सिंह के धर्माधिकारी (न्यायाधीश), बलियास–वंशीय जयधर (माधू, भवसिंह के न्यायाधीश) के पुत्र, भर्त्तृहरि निर्वेदनाटक के रचयिता । |

# परिशिष्ट-IV

## कीर्त्तिलता के छन्दों एवं गद्यखण्डों की सूची

अनुष्टुप्- 1-2, 4, 5

अरिल्ल- 4-21 से 25

गाहा- 1-17, 18

गद्य- 1-27, 29

2-7, 25, 26, 27, 32, 24, 25, 57, 58, 59

3-13, 31, 41

4-4, 11, 17, 39, 67

चञ्चला- 4-16

चौपाइ- 1-10, 11, 13

2-10, 37 । 4-69

छप्पए (षट्पद)- 1-20, 24, 26

2-2, 3, 12, 29, 42, 43, 44, 56

3-10, 22

4-18, 20, 37, 38, 42, 53, 59, 60

जयकरी- 3-5

तोटक- 4-62 से 65

त्रिभङ्गी (पद्मावती)-2-52 से 55 । 3-21 । 4-1

दोहा 1-6 से 9, 12, 14, 15, 19, 21, 25, 28, । 2-1, 5, 8, 9, 12, 19,, 20, 30, 36, 50, 51 । 3-1, 7, 12, 16, 30, 32, 33, 38, 39 43 । 4-2, 3, 5, 6, 12, 26, 31, 32, 40, 43, 48, 66, 68

| | |
|---|---|
| नाराच– | 4–13, 14, 15 |
| निशिपाल– | 3–17, 18, 19, 20 |
| पज्झटिका– | 3–34, 35, 36, 37 |
| पद्मावती– | दे० त्रिभङ्गी |
| पुमानरी– | 4–3 से 36 |
| पृथ्वी– | 3–45 |
| बाली– | 2–15 से 18, 28, 45 से 49 । 3–23, 24, 25, 26<br>4–27 से 30 |
| भुजङ्गप्रयात– | 2–38 से 41 । 4–55 से 58 |
| मधुभार– | 4–6 से 10 |
| मनबहला– | दे०–बाली । |
| मालिनी– | 1–1 |
| रड्डा– | 1–16, 22, 23 । 2–4, 6, 13, 14, 31, 33, 60 ।<br>3–2, 3, 4, 6, 8, 9, 11, 14, 15, 27, 28, 29,<br>40, 42, 44 । 4–19, 41, 54, 61, 70 |
| रथोद्धता– | 1–30 |
| विद्युन्माला– | 4–49 से 52 |
| शार्दूलविक्रीड़ित– | 1–3 । 4–71 |
| षट्पद– | दे०–छप्पए । |
| स्रग्धरा– | 2–61 |
| हरिगीतिका– | 2–21 से 24 |

## कुल पद्य एवं गद्य की संख्या

| | |
|---|---|
| प्रथम पल्लव में- | 30 |
| द्वितीय पल्लव में- | 61 |
| तृतीय पल्लव में- | 45 |
| चतुर्थ पल्लव में- | 71 |
| कुल = | **207** |

***

***

## विद्यापति कृत कीर्त्तिलता

(अबहट्ठ काव्य, विशुद्ध मूलपाठ, संस्कृत छायानुवाद, 'प्रबोधिनी'-हिन्दी-मैथिली-व्याख्या एवं विस्तृत भूमिका सहित)

**सम्पादक अनुवादक व्याख्याकार- डॉ० शशिनाथ झा**

विद्यापति कृत कीर्त्तिलता अबहट्ठ भाषा में रचित गद्य-पद्यात्मक राज-चरित वर्णनात्मक प्रख्यात काव्य के आजतक दस संस्करण व्याख्यासहित प्रकाशित होने के बाद भी मूलपाठ में संशोधन की आवश्यकता बनी ही हुई है। इसकी भाषा से कम परिचय के कारण मूल पुस्तक (हस्तलेख) के प्रतिलिपिकारों ने इसे बहुत स्थलों पर विकृत कर दिया, सम्पादकों एवं व्याख्याकारों ने उन-उन अपपाठों का खींचातानी कर अर्थ बैठा दिया और मूल हस्तलेख एवं मूलभाषा (मैथिल अपभ्रंस) की सहायता लेने में शिथिलता की। प्रस्तुत संस्करण में कीर्त्तिलता के मूल हस्तलेख (काठमाण्डू में स्थित) की फोटो प्रति एवं प्रतिलिपि का उपयोग किया गया है, प्राचीन एवं नवीन मैथिली भाषा को दृष्टि में रख कर इसका निरीक्षण किया गया है, मैथिली लिपि से प्रतिलिपि करने में जो स्वाभाविक रूप से भूल होती है, उसका ध्यान रख कर अर्थ संगति के अनुसार पाठ संशोधन किया गया है, पूर्व संस्करणों के पाठभेद से पाठ निर्धारण में सहायता ली गयी है और संस्कृतच्छाया एवं हिन्दी मैथिली व्याख्या प्रस्तुत की गयी है।



**डॉ० शशिनाथ झा**

**पिता** - पं० गङ्गानाथ झा

**पता** - ग्राम+पो०-दीप,
भाया- झंझारपुर आर०एस०
जिला- मधुबनी-847403
मो०- 9199475909

**जन्म तिथि** - 15.2.1954

**योग्यता** - आचार्य (व्या०,सा०), एम.ए., विद्यावारिधि, विद्यावाचस्पति, पाण्डुलिपिविशेषज्ञ

**अध्यापन** - व्याकरणविभाग, का.सिं.द. संस्कृत विश्वविद्यालय, दरभंगा-1979 से 2019 तक।
मध्य में- प्राचार्य, सं०म०वि०, लगमा- 1985-1994

**सम्मान** - 1. भाषासम्मान- साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली-2007
2. मिथिला विभूति- दरभंगा-2007
3. विद्यासागर- दिल्ली-2018
4. शैवभारती पुरस्कार- वाराणसी-2018

**ग्रन्थ** - संस्कृत, मैथिली एवं हिन्दी में लिखित एवं सम्पादित-101 ग्रन्थ।

**विशेष परिचय द्रष्टव्य :** http://www.brahmipublication.com/dr-shashinth-jha/

**मूल्य : ₹ 50.00**

सम्पादक डा. शशिनाथ झा के आदेश से ई-बुक के रूप में प्रकाशित